२.७.जगदीश प्रसाद मण्डल- मोड़पर (धारावाहिक उपन्यास सातम पड़ाव)


जगदीश प्रसाद मण्डल

**मोड़पर (धारावाहिक उपन्यास)**

**सातम पड़ाव**

गामेक माने पलारपुरेक दूटा ड्राइवरकेँ कामेसर पकैड़ लेलैन। अपन पिताक अमलदारी तकक जे धरोहर चीज-वौस छेलैन सभकेँ समेटि आ ट्रेक्टरक डालो आ फाड़ो लऽ कामेसर कलकत्ताकेँ ओहिना विदाइ केलैन जहिना यात्रीजी मिथिलाक केने छला। निमहनु नइ निमहनु ई दीगर भेल। दोसर दिन कामेसर पलारपुर पहुँच गेला। अखन तक पलारपुरमे गामक कियो ने ट्रेक्टरे कीनने छला आ ने इंजीनियरिंगक शिक्षे पौने छला। सभ तरहेँ कामेसर अपनाकेँ नबे-नब बुझि रहल छला मुदा एते तँ मनमे बिसवास बनले छैन जे अही गामक धरतीपर जन्मो भेल अछि आ पाँच बर्ख धरिक जीवनो तँ बीतबे कएल अछि।

ओना, गामक परिवेशमे माने मिथिलांचलक गामक परिवेशमे ट्रेक्टरक उपयोग हुअ लगल छल। खेतो जोतब आ माटियो उघबबला काज चलिये रहल अछि। उत्साहसँ भरल कामेसर आन-आन ट्रेक्टरबलासँ सेहो भेँट

करैक आ जे सभ ट्रेक्टरसँ काज करौने छला तिनको सभसँ अनुभव प्राप्त करैक विचार केलैन। विचारक दौड़मे कामेसर अन्तर्द्वन्द्वमे फँसि गेला। फँसि ई गेला जे बिना बजौने केतौ जाएब उचित नहि। तँए किनको ऐठाम जाइसँ मन मनाही करैन जे उपकैर कऽ किनको ऐठाम जाएब उचित नहि। कहलो जाइए जे बिनु बजौने कोहवर गेलौं आ कनियाँक माए पुछलैन केतए एलौं.? मुदा ई विचार कामेसरक मनमे उठिये ने रहल छेलैन जे बिनु काजे केतौ जाएब जरूर, उपकैर कऽ जाएब भेल, मुदा काजसँ जँ केतौ जाइ छी तँ ओ काजे जाएब भेल।

गामेक दुनू ड्राइवर, कामेसर ऐठाम गाड़ी लगा दुनू गोरे अपना-अपना ऐठाम चलि गेला। असगरे दरबज्जापर बैसल-बैसल कामेसर विचारक ओहन बोनमे फँसि गेला जहिना बेंतक बोनमे लोक फँसैए। एक तँ लतियाह गाछ बेंतक, तैपर कँटाह सेहो होइते अछि। तँए कहब जे लोक बेंत केतौ आन बोनसँ आनै छैथ, सेहो बात नहियेँ अछि। ओही बोनसँ माने बेंतक बोनसँ ने बेंत आनि पथियो-छिट्टा बनबैए, कुर्सियो-टेबुल सेहो बनबैए आ सिपाही हाथक लाठियो तँ बनैबते अछि। कहैले तँ लत्तियेक मारि थानामे मारल जाइए माने बेंतक, मुदा लत्तीक लाठी केहेन होइ छै ओ तँ थानामे भेटैए। तँए कहब जे बेंतक बोन जँ अहाँ जेबे ने करब तखन बेंतसँ भेँट केना हएत। बेसी बात कथीले, अखन एतबे बुझू जे बेंते-बातसँ जीवन ठाढ़ो अछि आ बेंते-बातपर जीवन चलितो अछि।

चारि घन्टाक पछाइत दुनू ड्राइवर रघुवीर आ मुनेसर पुन: कामेसर ऐठाम पहुँचल। पहुँचब उचितो अछिए, किए तँ नोकरीक विचारपर ने दुनू गोरे गाम आएल अछि।

जीवनक सभ किछु कामेसरकेँ नबे-नब आ पहिले-पहिल बुझि पड़ि रहल छेलैन। अपन जे पाँचो दियादी परिवार छैन ओ सभ घराड़ी दुआरे बाधमे बसल छैथ। लगले कामेसरक मनमे ईहो उठि जाइन जे जहिना जीवनक बीस बर्खक साधनासँ इंजीनियर बनि समाजमे (गाममे) एलौं अछि तहिना गाम केते तपस्यासँ तेज गतिक इंजीन जकाँ दौड़ैत चलत सेहो तँ देखब अछि।

कामेसरक गाड़ीक प्रचार सौंसे गाम भऽ गेल। दूटा ट्रेक्टर गाममे आएल ऐसँ ओहन लोकक, जिनक काज पाइक अभावमे पछुआएल रहैन, मनमे विसवासू आशा जगबे केलैन जे समाज अखनो जीवित अछि किए तँ

एक-दोसरक बीच पैंच-पालट चलि रहल अछि। काज हेबे करत।
कामेसरक मनमे ने ततमती छैन जे बिनु बजोने किनको ऐठाम केना जाएब। मुदा समाजमे तँ से नहि अछि, सामाजिक रूपमे सभक दरबज्जाकेँ अपन दरबज्जा मानि अपन जीवनक क्रिया-कलापक विचार-विमर्श करिते छैथ। पाँच-सात आदमी कामेसर ऐठाम पहुँच चुकल छल। ओना, बंगालीक समाजसँ कामेसर आएल छला तँए अपन शिष्टाचार निमाहैक कोशिशमे छेलाहे मुदा अबेवस्थित जीवन जाधैर सुबेवस्थित नहि बनि जाइए ताधैर अबेवस्थित विचार आ शिष्टाचार सुबेवस्थित विचार आ शिष्टाचार केना निमाहि सकैए। जाधैर विचारे बेवस्थित नहि हएत ताधैर शिष्टाचारक पालन करब तँ दूर भेल, जे निरमानो नहि कऽ सकै छी।
रघुवीर बजला-
"कामे भाय, जहिना गाममे एक बनि पूर्वज संग रहि जीवन निमाहलैन, आ अपनो सभ जेना कलकत्तामे बनौने रहलौं, से गाममे केना बनि चलत, तइले तँ तीनू गोरेकेँ एक विचारमे आबि चलाबए पड़त किने। जइसँ सबहक नीक हएत।"
रघुवीर ड्राइवरकेँ अपन ड्राइवरीक अनुभव रहैन, मुदा कामेसरकेँ तँ से नहि छैन, मुदा कामेसरोक मनमे एते तँ बनले छैन जे जहिना गोदामसँ गाड़ी निकालि रघुवीर गाम तक संग आएल अछि तेकरे संग ने अपनो चलब अछि। होशियार बनि कामेसर रघुवीरकेँ कहलैन-
"जहिना अपना सभ, तीनू गोरे एक उमेरिया छी आ गाममे एकटा नव जुगक शुरूआत करए माने नव काज करए कलकत्तासँ एलौं अछि, तहिना तीनू गोरेक जीवन संगे-संग चलैत रहए, यएह ने तीनू गोरेकेँ निमाहबाक सेहो अछि।"
नोकर चालक आ मालिक चलबाह, तइ बीच तँ सम्बन्ध सूत्र बनबए पड़त। तँए फूलक माला जकाँ रघुवीर आ मुनेसर अपन-अपन जगह देखबैत, जहिना सम्बन्ध रधुवीरकेँ कलकत्तामे ड्राइवरक रूपमे छल ओही सूत्रकेँ लागू करैत, अपन विचार रखलक। एक माटि-पानिपर रहनिहार तीनू गोरे, विचार-विमर्श होइते एक सूत्र स्थापित कऽ लेलैन।
विचारकेँ निचोरि कामेसर बजला-
"कारोबार छी, भूल-चूक हेबे करत मुदा हम सभ प्रमुख सूत्र एकरा मानि

आगू बढ़ी जे कारोबारमे झूठ-फूस नहि बाजी। सही बातो आ सही लेनो-देनक कोनो-ने-कोनो रास्ता अपनामे विचार करि निमाहैत चलब।"

कामेसरक विचार रघुवीरो आ मुनेसरोकेँ जँचल। जँचिते सबहक मन मानि गेलैन जे जँ तीनू गोरेक बीच सही काजो आ सही विचारो बनल रहत तँ जीवनमे केतौ विवादक जगह नहि रहत। मुस्की दैत रघुवीर बाजल-

"आइसँ हम सभ एकसूत्रमे बन्हि अपन जीवनक भविसक तैयारीमे लागि जाइ।"

-

*-जगदीश प्रसाद मण्डलजीक जन्म मधुबनी जिलाक बेरमा गाममे 5 जुलाई 1947 इस्वीमे भेलैन। मण्डलजी हिन्दी एवं राजनीति शास्त्रमे एम.ए.क अहर्ता पाबि जीविकोपार्जन हेतु कृषि कार्यमे संलग्न भऽ रूचि पूर्वक समाज सेवामे लागि गेला। समाजमे व्याप्त रूढ़िवादी एवं सामन्ती व्यवहार सामाजिक विकासमे हिनका वाधक बुझि पड़लैन। फलत: जमीन्दार, सामन्तक संग गाममे पुरजोर लड़ाइ ठाढ़ भऽ गेलैन। फलत: मण्डलजी अपन जीवनक अधिकांश समय केस-मोकदमा, जहल यात्रादिमे व्यतीत केलाह। 2001 इस्वीक पछाइत साहित्य लेखन-क्षेत्रमे एला। 2008 इस्वीसँ विभिन्न पत्र-पत्रिकादिमे हिनक रचना प्रकाशित हुअ लगलैन। गीत, काव्य, नाटक, एकांकी, कथा, उपन्यास इत्यादि साहित्यक मौलिक विधामे हिनक अनवरत लेखन अद्वितीय सिद्ध भऽ रहलैन अछि। अखन धरि दर्जन भरि नाटक/एकांकी, पाँच साएसँ ऊपर गीत/काव्य, उन्नैस गोट उपन्यास आ साढ़े आठसाए कथा-कहानीक संग किछु महत्वपूर्ण विषयक शोधालेख आदिक पुस्तकाकार, साएसँ ऊपर ग्रन्थमे प्रकाशित छैन।*

*मिथिला-मैथिलीक विकासमे श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजीक योगदान अविस्मरणीय छैन। ई अपन सतत क्रियाशीलता ओ रचना धर्मिताक लेल विभिन्न संस्थासभक द्वारा सम्मानित/पुरस्कृत होइत रहला अछि, यथा- विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा "गामक जिनगी" लघु कथा संग्रह लेल*

*"विदेह सम्मान- 2011", "गामक जिनगी व समग्र योगदान हेतु साहित्य अकादेमी द्वारा- "टैगोर लिटिरेचर एवार्ड- 2011", मिथिला मैथिलीक उन्नयन लेल साक्षर दरभंगा द्वारा- "वैदेह सम्मान- 2012", विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा "नै धारैए" उपन्यास लेल "विदेह बाल साहित्य पुरस्कार- 2014", साहित्यमे समग्र योदान लेल एस.एन.एस. ग्लोबल सेमिनरी द्वारा "कौशिकी साहित्य सम्मान- 2015", मिथिला-मैथिलीक विकास लेल सतत क्रियाशील रहबाक हेतु अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा- "वैद्यनाथ मिश्र "यात्री" सम्मान- 2016", रचना धर्मिताक क्षेत्रमे अमूल्य योगदान हेतु ज्योत्स्ना-मण्डल द्वारा- "कौमुदी सम्मान- 2017", मिथिला-मैथिलीक संग अन्य उत्कृष्ट सेवा लेल अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा "स्व. बाबू साहेव चौधरी सम्मान- 2018", चेतना समिति, पटनाक प्रसिद्ध "यात्री चेतना पुरस्कार- 2020", मैथिली साहित्यक अहर्निश सेवा आ सृजन हेतु मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटी-असम द्वारा "राजकमल चौधरी साहित्य सम्मान- 2020", भारत सरकार द्वारा "साहित्य अकादेमी पुरस्कार- 2021" तथा साहित्य ओ संस्कृतिमे महत्वपूर्ण अवदान लेल अमर शहीद रामफल मंडल विचार मंच द्वारा "अमर शहीद रामफल मंडल राष्ट्रीय पुरस्कार- 2022"*

*रचना संसार : 1. इन्द्रधनुषी अकास, 2. राति-दिन, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता, 5. गीतांजलि, 6. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 7. सतबेध, 8. चुनौती, 9. रहसा चौरी, 10. कामधेनु, 11. मन मथन, 12. अकास गंगा - कविता संग्रह। 13. पंचवटी- एकांकी संचयन। 14. मिथिलाक बेटी, 15. कम्प्रोमाइज, 16. झमेलिया बिआह, 17. रत्नाकर डकैत, 18. स्वयंवर- नाटक। 19. मौलाइल गाछक फूल, 20. उत्थान-पतन, 21. जिनगीक जीत, 22. जीवन-मरण, 23. जीवन संघर्ष, 24. नै धाड़ैए, 25. बड़की बहिन, 26. भादवक आठ अन्हार, 27. सधवा-विधवा, 28. ठूठ गाछ, 29. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 30. लहसन, 31. पंगु, 32. आमक गाछी, 33. सुचिता, 34. मोड़पर, 35. संकल्प, 36. अन्तिम क्षण, 37. कुण्ठा- उपन्यास। 38. पयस्विनी- प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना। 39. कल्याणी, 40. सतमाए, 41. समझौता, 42. तामक तमघैल, 43. बीरांगना- एकांकी। 44. तरेगन, 45. बजन्ता-*

*बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 46. शंभुदास, 47. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 48. गामक जिनगी, 49. अर्द्धांगिनी, 50. सतभैंया पोखैर, 51. गामक शकल-सूरत, 52. अपन मन अपन धन, 53. समरथाइक भूत, 54. अप्पन-बीरान, 55. बाल गोपाल, 56. भकमोड़, 57. उलबा चाउर, 58. पतझाड़, 59. गढ़ैनगर हाथ, 60. लजबिजी, 61. उकडू समय, 62. मधुमाछी, 63. पसेनाक धरम, 64. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 65. फलहार, 66. खसैत गाछ, 67. एगच्छा आमक गाछ, 68. शुभचिन्तक, 69. गाछपर सँ खसला, 70. डभियाएल गाम, 71. गुलेती दास, 72. मुड़ियाएल घर, 73. बीरांगना, 74. स्मृति शेष, 75. बेटीक पैरुख, 76. क्रान्तियोग, 77. त्रिकालदर्शी, 78. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 79. दोहरी हाक, 80. सुभिमानी जिनगी, 81. देखल दिन, 82. गपक पियाहुल लोक, 83. दिवालीक दीप, 84. अप्पन गाम, 85. खिलतोड़ भूमि, 86. चितवनक शिकार, 87. चौरस खेतक चौरस उपज, 88. समयसँ पहिने चेत किसान, 89. भौक, 90. गामक आशा टुटि गेल, 91. पसेनाक मोल, 92. कृषियोग, 93. हारल चेहरा जीतल रूप, 94. रहै जोकर परिवार, 95. कर्ताक रंग कर्मक संग, 96. गामक सूरत बदैल गेल, 97. अन्तिम परीक्षा, 98. घरक खर्च, 99. नीक ठकान ठकेलौं, 100. जीवनक कर्म जीवनक मर्म, 101. संचरण, 102. भरि मन काज, 103. आएल आशा चलि गेल, 104. जीवन दान तथा 105. अप्पन साती- लघु कथा संग्रह।*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.८.रबीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभूमि (उपन्यास)- १९ म खेप



**रबीन्द्र नारायण मिश्र**

**मातृभूमि (उपन्यास)- १९ म खेप**

**१९**

ओहीरातिसँ उतरबारिटोलक युवकसभ पाठशालाक सुरक्षामे लागि गेलाह । मुदा ककरो ई साहस नहि भेलैक जे जयन्तकेँ सोझा-सोझी कोनो मदति देबाक गप्प करैत । भोजनक व्यवस्था हेतु बैसारमे चर्च भेल रहैक । मुदा ई बात सभकेँ बूझल रहैक जे जयन्त से मानताह नहि । सभकेँ ई आश्चर्य लगैक जे आखिर ओ एतेक दिनसँ गाममे छथि ,ककरोसँ किछु लए नहि रहल छथि तखन जीबि कोना रहल छथि? खाइतो छथि की नहि ?

"एहन ने होअए जे ओ अन्ने बिना प्राण त्यागि देथि । तखन तँ सभकिछु धएले रहि जाएत ।"-गोविंद बजलाह।

"मुदा कएल की जाए ? ओ ककरोसँ कोनो व्यक्तिगत समस्याक बारेमे चर्चो नहि करैत छथि । ककरो ओहिठाम जएबाक तँ प्रश्ने नहि उठैत अछि ।"-माधव बजलाह।

"किछु ने किछु तँ हमरोसभक कर्तव्य अछि कि नहि?"

"से तँ अछिए। मुदा तकर निराकरण कोना होअए? यदि हुनका से स्वीकार रहितनि तँ कालीकान्तक आग्रहे किएक नहि मानि लितथि जाहिसँ हुनका संपूर्ण सुख-सुविधाक होइतनि।"

"से बात सही छैक । तथापि हमसभ काल्हि भोरे जा कए हुनकासँ प्रत्यक्ष गप्प किएक नहि कए ली?"

"एकदम सही कहलहुँ। काल्हि भोरे हमसभ पाठशाला चलब । अपना भरि प्रयास करब, आगू भगवानक इच्छा ।"

एहि तरहे गोविंद आ माधव आपसमे चर्च करैत छलाह । उतरिबारिटोलक लोकसभक सहानुभूति जयन्तक संगे एहूबात लए कए रहैक जे ओ नागबाबाक बहुत प्रियपात्र छलाह आ नागबाबा तँ उतरिबारिए टोलक छलाह । ओहिटोलक लोक सदिखन जानकीधाम जा कए हुनकासँ मार्गदर्शन लैत रहैत अछि। ओ बेर-कुबेर गरीब-गुरबासभकेँ मदतिओ करैत छथिन ।

उतरबरिआटोलक बैसार आ ओहिमे लेल गेल एकतरफा निर्णयसभक जयन्तकेँ कोनो जानकारी नहि रहनि । भए सकैत अछि जे प्रात भेने गोविंद आ माधव एहिसभक चर्च हुनकासँ करितथि । मुदा सुरक्षाक प्रश्नकेँ टारब उचित नहि बुझेलनि तेँ गोविंद चारिगोटेकेँ ओही रातिसँ पठेनाइ शुरु कए देने रहथि । सुधाकर आ हुनकर लठैतसभ नहि सोचने हेताह जे एतेक जल्दी ई सभ भए जेतैक । तेँ रातिक अन्हरिआ आ खराब मौसमक फएदा लैत ओही राति अपन कार्यक्रमकेँ आगू बढ़एबाक बिचार केलनि।

रातिमे मौसम बहुत खराब छल । रहि-रहि कए बिजलौका चमकि उठए। लगैत छल जे कोनो क्षण बरखा शुरु भए जाएत। घटाटोप मेघ सौंसे आसमानमे भरि गेल छल । एहन भयावह माहौलमे जयन्त एसगर ओहि पाठशालाक ढहल-ढनमानइत चारक नीचामे कहुना कए जान बँचबैत छलाह । एहनो स्थितिमे हुनकर संपूर्ण ध्यान ओहि शोधग्रंथ पर लागल रहैत छलनि । ओकर उपसंहार लिखि काजक इतिश्री करबाक छल ।

ओहि राति संयोग एहन भेल जे ओ लघुशंका हेतु कनीके फटकी गेल छलाह । शोधग्रंथकेँ सिरमा तरमे राखि देने रहथिन। लठैतसभ तँ धपाएल रहबे करए। मौका देखतहि ओहि पाठशालामे प्रवेश केलक आ जान-बेजान शोधग्रंथकेँ ताकए लागल। अन्हारमे किछु देखाइत नहि छल । चारूकात ओसभ हसोथि रहल छल । ताबे बिजलौका चमकल। उतरबारिटोलक रखबारसभ पाठशालासँ सटले गाछीमे नुकाएल छल । बिजलौकाक प्रकाशमे ओ सभ लठैत सभकेँ देखबे नहि केलक,चिन्हिओ गेल। औ बाबू! आब तँ देखएबला दृश्य भए गेल। चारूकातसँ चारूगोटे पाठशालामे पैसल। पाठशालामे एकटा लठैत एमहर-ओमहर शोधग्रंथ तकबामे व्यस्त छल । ओकर एकटा संगी बाहर रखबारी करैत रहैक । ताबतेमे लाठी बजरल -धमाक! धमाक! ओहि लठैतक बामा पैरपर लाठी लगलैक । ओ ठामहि खसल । ताबे जयन्त सेहो आबि गेलथि। बाहर ठाढ़ सुधाकरक लठैत चिचिआ रहल छल -

"चोर! चोर! दौड़ैत जाउ औ गौंवा-घरुआसभ ।

लठैतसभक चिकरब-भोकरब सुनि कए दुनूटोलक लोकसभ जमा भए गेल। दूपहर रातिक समय छल। अन्हार गुज्ज। आसमान मेघसँ आच्छादित छल । बरखासे शुरु भए गेल छल । एहन स्थितिमे चोर पाठशालामे की चोरबए आएल? ओतए छल की? इएह सबाल सभक मोनमे घुमि रहल छल । उतरबारिटोलबला सभ कहए जे सुधाकरक लठैतसभ चोरी करए आएल छलाह आ ओ सभ से उतरबारिटोलक रखबारक नाम लगबैत छल । एतबेमे पाठशालाक पछबरिआ देबालक

बिचला सोङर खसि पड़लैक । चारूकातसँ लोकसभ दौड़ल । कहुना कए ओकरा फेर ठाढ़ कएल गेल ।

"हमरा नहि लगैत अछि जे एहिठाम केओ चोरी करए आएल होएत । जरूर किछु आओर बात अछि।"-सुधाकर बजलाह।

"अहाँसभ अनेरे एतेक रातिमे परेसान भेलहुँ । चिंताक कोनो बात नहि अछि ।"-जयन्त बजलाह ।

"एहि बातक तफसिआ होएब बहुत जरूरी अछि जे आखिर ई सभ एहन खराब मौसममे एतेक रातिमे एतए की करए आएल रहथि? ततबे नहि हमरेसभपर उलटे दोख मढ़ि रहल छथि।"-उतरबारिटोलक रखबारसभ बजलाह ।

"आब एतेक रातिमे ई सभ विषयपर चर्चा करब उचित नहि । सभगोटे अपन-अपन घर जा कए विश्राम करू । काल्हि सभबातपर विचार कएल जेतैक ।"-जयन्त बजलाह ।

जयन्तक बात मानि लोकसभ हहरि गेल। मुदा उतेरबारिटोलक रखबारसभ लग-पासमे नुकाएल रहि गेलाह कारण ओ सभ जयन्तक सुरक्षा हेतु बहुत चिंतित रहथि ।

*-रबीन्द्र नारायण मिश्र, पिताक नाम: स्वर्गीय सूर्य नारायण मिश्र, माताक नाम: स्वर्गीया दयाकाशी देवी, बएस: ६९ वर्ष, पैतृक ग्राम: अड़ेर डीह, मातृक: सिन्घिआ ड्योढ़ी, वृति: भारत सरकारक उप सचिव (सेवानिवृत्त), स्पेशल मेट्रोपोलिटन मजिस्ट्रेट, दिल्ली(सेवानिवृत्त), शिक्षा: चन्द्रधारी मिथिला महाविद्यालयसँ बी.एस-सी. भौतिक विज्ञानमे प्रतिष्ठा : दिल्ली विश्वविद्यालयसँ विधि स्नातक, प्रकाशित कृति: मैथिलीमे: प्रकाशन वर्ष:२०१७ १.भोरसँ साँझ धरि (आत्म कथा),२. प्रसंगवश (निवंध), ३.स्वर्ग एतहि अछि (यात्रा प्रसंग); प्रकाशन वर्ष:२०१८ ४. फसाद (कथा संग्रह) ५. नमस्तस्यै (उपन्यास) ६. विविध*

*प्रसंग (निवंध) ७.महराज(उपन्यास) ८.लजकोटर(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०१९ ९.सीमाक ओहि पार(उपन्यास)१०.समाधान(निवंध संग्रह) ११.मातृभूमि(उपन्यास) १२.स्वप्नलोक(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२० १३.शंखनाद(उपन्यास) १४.इएह थिक जीवन(संस्मरण)१५.ढहैत देबाल(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२१ १६.पाथेय(संस्मरण) १७.हम आबि रहल छी(उपन्यास) १८.प्रलयक परात(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२२ १९.बीति गेल समय(उपन्यास) २०.प्रतिबिम्ब(उपन्यास) २१.बदलि रहल अछि सभकिछु(उपन्यास) २२.राष्ट्र मंदिर(उपन्यास) २३.संयोग(कथा संग्रह) २४.नाचि रहल छलि वसुधा(उपन्यास)।*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.९.डॉ किशन कारीगर- अकादमी पुरूस्कार वला नांगैड़ (हास्य कटाक्ष)

 **डॉ. किशन कारीगर**

**अकादमी पुरूस्कार वला नांगैड़ (हास्य कटाक्ष)**

बाबा बड़बड़ाइत बजैत रहै जे कहअ त एहनो कहूँ नांगैड़ भेलैयै जे गुमाने चूर भेल नंगड़डोलौन सन नांगैड़ डोलबैत रहौअ. कोई बुझलक गमलक किछो नै आ फूफकार जे ओकरा सन बुझनूक आन कोनो तेसर नै? हम किए एकरा सबहक गप माइन लियअ जे बलू जोगता बले पुरूस्कार भेटलैइए? जूरी सब ताबे कोन किताब लिख नेहाल कअ देलकै? मैथिली किताबक कोन रेकाड तोड़ बिक्री हुअ लगलै?

आ सबटा ढेलमारा सब अपना ताले अगिया बेताल भेल हो हो क रहल जे आब साहित्य अकादेमी मे नव त्रिमूर्ती संजोजक बनलै त आब मैथिली साहित्य वला सब के नोबेल पुरूस्कार वला नांगैड़ भेट जेतै आ नंगड़डोलौन सब त की कहियअ.

हमे बाबा से पूछली हो बाबा भिंसरे भिंसरे की होलौ कोई भांग मिला परसादी चढाए देलकौ जे एतना बड़ बड़ कर रहलौ? होलौ की से बोलहो ने जे बलू कनी हमरो अरू बुझबै ग. हमर बात सुन बाबा तमसाएल बोललकौ हौ कारीगर तोरो हरदम लोहछैले गप होई छह? तामसे हमर देह जड़ल जा रहल आ तोरा मजाक बूझा रहल छह? हम्मे बोललीयै नै हो बाबा हमरा मजाक न सूझ रहलौ अच्छा तोरा देह जड़ रहलौ त एक लोटा पानी फूल बेलपत चढ़ा देबै तबे त सबूर होतै. एतना सून बाबा हां हां के बजलौ हौ कारीगर तहूं पत्रकार भऽ की अगतिया छौंड़ा सन बिचारै छह. हम्मे कहलियै हो बाबा होलौ की से बोलहो ने कैमरा सामने लोको अरू कनी बुझतै. बाबा बोललकै अच्छा पहिने एक जूम तमाकुल खुआबह फेर कहै छियअ सबटा खेरहा. फेर हम बाबा के खैनी चुना देली.

तमाकुल खा बाबा बोले लगलै हौ की कहियअ ई भागेसर पंडा हरदम नंगड़डोलौन जेंका केने फिरतह. हरदम दमसी झारतह जे हमरा अकादमी पुरस्कार भेट चुकल अछि. हमरा सन वरिष्ठ साहित्यकार आन तेसर के? हम कहलियै हौ भागेसर तोहर लिखल किताब कए गोटे देखलकह पढलकह से कहअ त कनी. अच्छा कोन किताब लै पुरूस्कार देल गेलह? भागेसर हमरा कहलक जे पेन डराइव मे जूरी आ कमंडल मे पुरूस्कार कृति लेल हमरा साहित्य अकादमी पुरस्कार देल गेल. हमरा हँसी स रहल नै गेल. हम पुछलियै हौ भागेसर ई कहअ त तोहर लिखल किताब कए गोटे देखलकह पढलकह? त भागेसर पंडा कहैईए जे तै स हमरा कोन काज? जूरी देख लेलकै पुरूस्कार भेटि गेल आर की? कहअ त जोगाड़ बले पुरूस्कार भेटलह आ नंगड़डोलैन भेल अगिया बेताली करै छह. भागेसर बाजल यौ बाबा अहाँ के त साहित्य के एक्को रति गिआन नै अछि. हम बजलौं हं तोरा त तकेर गिआन छह जे नोबेल पुरूस्कार वला लाजे लजा गेल. कवि सम्मेलन में त तोरा नामे लाखक लाख टिकट कटाई छै कहलकै जे.

हम्मे बाबा से पुछली हो बाबा कुछौ मैथिली भाषा साहित्य पर बोलहो ने. एतना सुन बाबा हां हां करैत बोले लगलौह हौ कारीगर की कहियअ पुरूस्कार दुआपे मैथिली वला सब निर्लज्ज पैतता भेल जा रहलै. अईं हौ

मैथिली किताब दर्शक पाठक देखबे किनबे नै करै छै तब कथी झूठो तितमहा जे मैथिली साहित्यकार? ओना सब अपना गिरोह लेल वरिष्ठ साहित्यकार कथाकार कवि आ एकरा सब के गिरोहक लोक छोइड़ आम दर्शक पाठक चिन्हबे जनबे नै करै जाइ छै. चंदा क आ मैथिली भोजपुरी अकादमी रूपैया पर भेल कवि सम्मेलन मे जा नेहाल होइत रहतह. तहू मे दर्शको स बेसी कवि आ तइओ निरलज्ज भेल जोगाड़ बले अकादमी पुरस्कार लऽ नंगड़डोलौन बनल घूरतह जे हमरा पुरूस्कार भेटि गेल. जेना अइ निरलज्जा सबहक धोती ढेका मे अकादमी पुरूस्कार वला नांगैड़ लागल होउ?

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१०.जगदीश प्रसाद मण्डलक ५ टा कथा- कथा-१ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-
१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354
ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-
१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.आचार्य रामानन्द मण्डल

६.नन्द विलास राय
७.जगदीश प्रसाद मण्डल
८.दुर्गानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि जगदीश प्रसाद मण्डलक ५ टा कथा जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



जगदीश प्रसाद मण्डलक ५ टा कथा

**कथा १**

**संचरण**

तीस बर्ख पहिलुका जीवन जीबछ कक्काक बदैल गेलैन। जे गामक कियो-कियो देखियो रहला अछि आ बेसी लोक नहियेँ देख पेब रहल छैन। जे कियो नहि देख पेब रहल छैन ओ सोल्होअना आन्हरे छैथ सेहो बात नहियेँ अछि। आँखियो छैन्हे आ देखबे करिते छैथ। कहब जे ई तँ गौंआँक बात भेल जे कियो देख पेब रहल छैन आ कियो नहि देख पेब रहल छैन, मुदा जीबछ काका सेहो तँ अपने ओही गाममे रहै छैथ, ओ अपने की देख पेब रहला अछि?

जीबछ काका अपने दुनू तरहक विचार तँ देखिये रहला अछि आ तइसँ संचरित होइत तेसरो विचार माने 'निरविचार'केँ सेहो देख रहला अछि। माने ई जे जीबछ कक्काक अपन खेती-बाड़ी जीविका छैन ओ पूर्ववते छैन, तँए ओहन देखनिहारो आ अपनो वएह किसान रूपमे ओहिना देख रहला अछि। दोसर तरहक जे गौंआँ आ अपनो विचार छैन तहूमे ओ वएह सामाजिक रूप देख रहला अछि, तँए बदलल सन देखैमे आबि

रहल छैन। ओ स्पष्ट देख रहला अछि जे सामाजिक जीवन जइ ढाँचागत चलि रहल अछि तइमे सभकेँ किछु-ने-किछु रक्का-टोकी, झगड़ा-झंझट, मारि-पीटि आ केस-फौदारी भऽ रहल छैन, तैठाम जीबछ काका केस-फौदारीक कोन बात जे मारियो-पीटि, झगड़ो-झंझट आ रक्को-टोकी केकरोसँ नहि होइत देख रहल छैथ। चाहक दोकानपर चाहक उधारी ले, तहूमे कियो उधारीक झगड़ा करैत तँ कियो चाहक गिनतीएकेँ कम-बेसी करैत। तहिना कपड़ा दोकान हुअ कि नून-तेलक, सभठाम एक्के गति। कम-बेसी जे हुअए मुदा होइए सभठाम। से जीबछ काकाकेँ नहि होइ छैन। एहेन बेवहारिक रूप देख समाज दोसर नजैरसँ जीबछ काकाकेँ देखै छैन।

आब चलू जे जीबछ काका अपने अपनाकेँ निरविचारी रूपमे केना देख पेब रहला अछि।

तीस साल पूर्व अपना ऐठामक किसानक मनमे धारणा बनल छेलैन जे कोसी नहर आ पनिबिजलीक उत्पादन भेने सभकियो गरमी मासक रातिमे खेतो-खरिहाँन आ चासो-बासमे लक्ष्मीक संग रमकैत समय बिताएब, मुदा आइ की देख रहला अछि? ..जीवनक एहेन दब-उनार गामक आनो-आन किसान देखलैन आ जीबछ काका सेहो देखलैन।

जखन-सत्ता दृष्टि किसान-दृष्टिसँ मिलल तँ अनेको संकटमे पड़ल किसानपर दृष्टि देबाक परियास भेल। बीसमी सदीक अस्सी-नब्बेक दशकमे धुर-झाड़ तँ नहियेँ मुदा सीमित रूपमे गाम-गाममे बोरिंगक लेल नब्बे प्रतिशत मूल्यक सरकारी सहायतासँ पानिक जागरण भेल। खेतीक लेल पानिक मूल्य ओहने अछि जेहने जीवनक लेल अछि। उपजा बढ़बैले खादक सहायता आ बीआक सहायताक संग छोट-छीन इंजिनचालित मशीनक संग हस्तचालित मशीन सेहो गाम-गाम आएल। यएह ने भेल हाथक हथियारमे संचरण। जेना-जेना संचरण बढ़त, तेना-तेना जीवन सेहो बढ़त। तेतबे नहि, सभ पंचायतमे तँ नहियेँ मुदा किछु पंचायतमे चेकोस्लोवाकियाक सहयोगसँ स्टेट बोरिंग सेहो भेल। जे बिजलीचालित अछि, मुदा बिजलीक अभावमे चालित तँ नहि भेल मुदा किसानक बीच

आशक प्रज्ज्वलन आरो बेसी, किए तँ मिथिलेक भीतर दुनूक सृजन रहने। जहिना कोसी नहर तहिना बराहक्षेत्रो नूनथर आ शीशापानी भेबे केलैन। तहूमे अपन मिथिलामे एहेन रंग छेलैहे जे पचास-पचास बीघाक नीक-नीक आमक कलम-गाछी सेहो छल। भगवानक देल आम सन फल, कोनो कि रखैबला उपाय छल, सीमित समयमे ओकरा खाइक छै, नहि तँ अपने सड़िकऽ समाप्त भऽ जाएत। तँए बेसी-सँ-बेसी लोककेँ आम सन फल भेटते छल। गाछी-कलमबला जँ बड़ करता तँ अम्मट बनौता, मुदा ओहो केते बनौता? तहूमे अम्मट कि अखुनका खस्सी, मुर्गीक मांस छी जे पाँच किलोक पचान एकेटा सोडामीनक गोलीसँ हेमाल भऽ जाएत। आकि हजार-पनरह साए रसगुल्ला-लालमोहन छी जे एकेटा पेशावमे पानि बनि जाएत। अम्मट तँ अम्मट छी, तहूमे आमक। अढ़ाइ साए ग्रामसँ जँ पान साए ग्राम चढ़ेबै तँ तीन दिन ओछाइन धड़ेबे करत। खाएर जे से..।

किसानक एहेन समस्या आइये नहि, ओना आइ बदलल सेहो अछि, सभ दिनसँ रहल अछि। जइसँ साले-साल किसानक जिनगीमे उनट-फेर होइत आबि रहल छैन। कोनो साल अधिक बरखा भेल जइसँ पानिक नोकसान तँ कोनो साल कम भेने आकि बरखे नइ भेने रौदी भेल जइसँ फसलक पैदावार नहि भेल। रौदियोक एहेन-एहेन रूप रहबे कएल अछि जेकरा बरहबर्खा कहै छिऐ। सभकेँ बुझल अछिए जे बारह बर्खक रौदीक पछाइत सीताक जन्म भेल रहैन। तँए कहब जे किसानक मनोनुकूल साल कहियो नहि भेल सेहो बात नहियेँ अछि। सेहो कोनो-कोनो साल भेबे कएल अछि। ओना, किसानक संग अनेको समस्या छैन।

किसानी जीवनक मूल आधार भूमि आ पानि छी। गाम-गामक बुनाबट सेहो भिन्न-भिन्न रूपक अछिए, तहूमे अपना सबहक माने मिथिलांचलक, जे धार-धुर इलाका छीहे। मात्र मधुबनी जिलामे दू दर्जनसँ बेसी नदी अछि जे तीनू रंगक अछि। कोनो-कोनो नदी सालो भरि, माने बारहो मास चलाइमानक अछि तँ कोनो-कोनो छअ मास, आ कोनो-कोनो बालुक बुर्जा बनि सेहो चमकैत रहैए। खाएर नदी-धारक चर्च अखन नहि।

गामक बुनाबटमे ऊपर-निच्चाँ माने नीच-ऊँच रूप अछिए। जहिना घर बनबैले ऊँच भूमिक जरूरत होइए तहिना पोखैर-झाँखैरक खगता सेहो अछिए। मुदा से अखन नहि, अखन एतबे जे गाम-गामक एक तिहाइ-चौंथाइ ओहन जमीन अछि जेकरा चौरी कहै छिऐ, जेकर उपजक कोनो भरोस नइ अछि। ओना, आजुक परिवेशमे अनेको साधन बनियेँ गेल अछि। मुदा से सैद्धान्तिक रूपमे अछि बेवहारिकमे नहि अछि।

उन्नैस साए साठिक दशकसँ कोसी नहर आ पनिबिजलीक लेल ऐठामक किसान उठि कऽ ठाढ़ भेला। स्वतंत्रता आन्दोलनसँ जुड़ल सत्ताधारी सभ सेहो छेलाहे। इमानदारीक जीवन बनने इमानदार छेलाहे। इमानदारीसँ मिथिलांचलकेँ देख कोसी नदीसँ नहर लेल आ धारक उपद्रवकेँ रोकैले सेहो कोसियो धारक बगलमे आ कमलो धारक बगलमे बान्ह-छहर बनल। कमला छहरमे तँ ओते जन सहयोग नहि मुदा कोसी बान्ह बनबैमे भरपूर जनसहयोग भेटल। राजेन्द्र बाबू सन राष्ट्रपति आ कृष्णबाबू सन मुख्यमंत्री अपना माथपर माटिक पथिया उठा बान्ह बनौलैन।

कोसी-कमलाक बान्ह-छहर बनला पछाइत राजनीतिक खेल शुरू भेल। सालक-साल कोसियो बान्ह आ कमलो छहर टुटए लगल। बाढ़िक घेरल पानि गामक-गामकेँ उजाइर लगबए लगल। गाम-गामक पोखैर-इनार, गाछी-कलम, बान्ह-सड़क, घर-दुआरि नष्ट हुअ लगल। गाम-गामक काजमे माने गिरहस्तीक काजमे, कमी आएल। बेरोजगारी बढ़ल। मिथिलांचलक भूमि छीहे, जैठाम बारह मासमे छअटा रितु आ तीनटा मौसम-जाड़, गर्मी, बरसात होइते अछि। तँए जीव-जन्तुसँ लऽ कऽ गाछ-बिरीछ होइत मनुक्ख धरिक बाढ़ि एतए अछिए। आन देश जकाँ तँ मिथिला नहि अछि, जैठाम एक दर्जन बच्चा पैदा केनिहारि राजमाता थिकीह। पुरस्कृत होइ छैथ, तैठाम मिथिला तँ मिथिला छी। ऐठाम दर्जन भरि बच्चा तँ लुल्हियो-नेंगरीकेँ होइए तखन सुरेबगर तँ सहजे सुरेबगरे छैथ। जँ माए-बाप सुरेबगर रहत तँ बाल-बच्चा लुल्हे-नाँगर किए हएत।

ओना, अपने ऐठाम-टाक नहि, माने मिथिलांचलेटाक नहि छपरा-भोजपुर तकक श्रमिक, खेतिहार श्रमिक, नेपालसँ लऽ कऽ आसाम,

बंगाल, बंगला देश लगा, तक पटुओ काटए आ धान रोपैयोले आ काटैयोले जाइ छला, छअ मास बाहर खटि परिवारक गुजर चलबै छला। देशोक स्थिति अन्नक मामलामे वएह छल जे आन-आन देशसँ अन्न कर्ज लऽ लोकक पेट भरल जाइ छल। पेटक समस्या भयंकरे नहि महा भयंकर छल। ओना, आजुक नजैरिये जँ देखब तँ देशक खेतसँ तीन अरब टन अन्न उपजौल जा सकैए। तैठाम पचीस करोड़ टन उपजपर अँटकल अछि। ओना, एतेपर अँटकने माने पचीस करोड़ टनपर अँटकने प्रति-बेकती दस किलो अन्न महीनामे उपलब्ध भइये गेल अछि। माने तँ स्पष्ट अछिए जे जँ पचास करोड़ टन उपज हएत तँ बीस किलो प्रति-बेकती महीनाक हिसाबे अन्न उपलब्ध भऽ सकैए।

सभकेँ बुझले अछि जे गामक जीवनसँ लऽ कऽ देशोक जीवन ओहन अछिए जे गरीब लोक बेसी अन्न खाइ छैथ आ अमीर लोक कम। तैठाम जँ मिथिलांचलक लोक पसेरी भरि माने पाँच सेर जँ खाइ छैथ तँ बेसीए केना खेलैन? तहूमे पेटक कि कोनो नाप अछि, कौरे-कौरे पेटक छबे-छबे खेतक बढ़ोत्तरी सेहो होइते अछि।

खेतसँ खाली भोजने-टाक पैदावार नहि होइए। आइसँ तीस साल पूर्व, जखन अपना देशक पछुआएल अर्थव्यवस्था छल, तखन खेतक उपजक भागीदारी पैंतालीस प्रतिशत (45%) कल-कारखानाक छल आ आन-आन क्षेत्रक माने खान-खनीजक पचपन प्रतिशत छल। मुदा आजुक तँ एहेन स्थिति बनियेँ गेल अछि जे जेकरा गोबरछत्ता कहै छिऐ, जइमे धिया-पुताकेँ भिरै तकसँ परहेज करबै छेलौं से अखन भोजने नहि महाभोजनक विन्यासक श्रेणीमे अछि। खाएर जे अछि जेतए अछि तइसँ जीबछ काकाकेँ कोन मतलब छैन, मतलब एतबे छैन जे जहिना साठि बर्ख जीवनक समय हरक बरद जकाँ कन्हा ठाढ़ केने बीतेलैन तहिना शेष जीवन केना बीततैन, बस तेतबे।

बुझले बात तँ अछिए जे सिकन्दर जखन मृत्युसजियापर जाइक अवस्थामे पहुँचला, माने हुनका जखन बुझि पड़लैन जे आब दुनियाँ नहि धाड़त तखन सहयोगी सभकेँ कहलखिन- 'जखन असमसान जाइले

चचरीपर चढ़ब तँ हमर दुनू हाथ खोलि चचरीसँ निच्चाँमे लटका दिहऽ, जइसँ देखनिहार बुझता जे दुनियाँपर शासन करैबलाक सपना केतए गेल। ने कियो दुनियाँमे किछु लऽ कऽ आएल अछि आ ने लऽ कऽ जाएत..।'

पश्चिमी देशक सिकन्दर छला तँए मरैबेर मे माने अन्तिम समयमे ई बात बुझलैन, मुदा अपना सभ तँ मिथिलांचलक ने भेलिऐ, पैछला पुरुखा चेताइये गेल छैथ ने जे भाय भूत-भविस दुनू फुसि छी, वर्तमान सत्य छी। तँए वर्तमानक क्षण-क्षण पल-पलकेँ क्षणैक-क्षणैक पलैक-पलैक आनन्दित भऽ आनन्दक जीवन जीबैत चलिहऽ। यएह दुनियाँक रहस्य छी आ जिनगीक धर्म। जखने कर्ममय जीवन धर्ममय धड़ि चलत तखने ने योगमय यज्ञमय बनि चलत। आ तखने ने मर्तभूमिक अस्सल टपान भेल।

जीबछ कक्काक भाग्य नीक छैन्हे जे जहिना जीवनमे कहियो केकरोसँ एक पाइ मदैतिक रूपमे नहि लेलैन तहिना बेटी नहि रहने दानो-दैछना देबए नहि पड़लैन। शब्देक तँ खेल छी, 'दान-दहेज'केँ 'दान-दैछना' बना दियौ, कानूने की करत।

एक तँ ओहुना जीबछ कक्काक संस्कारमे समाजक प्रति विरोध छैन्हे जे केते निरलज समाज बनि गेल अछि जे माता-पिता अपन पेट आ जीवन काटि जँ बेटीकेँ समरूप सन्तान बुझि, बीस-पचीस लाख रूपैआ खर्च करि डॉक्टरी शिक्षा दिअबै छैथ, तैपर बिआहमे पचास लाख दहेजमे खर्च हुअए, यएह तँ निरलज समाज छी। जिनका एतबो बुझैक होश नहि छैन जे पुतोहुक कमाइ अपना घर औत नहि कि जन्मदातक..!

मंचपर प्रवचन दिन-राति होइए जे 'दहेज पाप छी', 'दहेज अपराध छी' मुदा तइले ने कानून अछि आ ने सामाजिक बन्धन। किछु दिन पूर्व तक, समाजमे बेटाक प्रति जे दहेज लइ छला ओ समाजक बीच मुँह खसा कऽ चलै छला मुदा आइ ओ ओहिना मुँह उठा कऽ चलि रहला अछि जेना पैघ-सँ-पैघ यज्ञ केला-पछाइत यज्ञकर्ता चलै छैथ। देखते छी जे सोझा-सोझी केना पाप धर्म बनैए आ धर्म केना पाप बनैए। विचारैक प्रश्न अछि

जे दहेजसँ समाजमे कोन-कोन तरहक बाधा जीवनमे उपस्थित भऽ रहल अछि। जीवन अधिक-सँ-अधिक सुगम ढंगसँ चलए, यएह ने सबहक कामना अछि।

जीबछ काकाकेँ दूटा बेटा छैन। अपन पितृ दायित्व बुझि दुनू बेटाकेँ अपना शक्तिक अनुकूल पालन केलैन। माने ई जे आने माए-बाप जकाँ जीबछ काका सेहो दुनू बेटाकेँ पाललैन, जइसँ पाँच-पाँच बर्खक समय दुनू देख लेलकैन। माने जन्मसँ पाँच बर्खक अबस्था धरि। ओना, दुनू सन्तानक बीच जन्मक दूरी पाँच बर्ख छैन, मुदा सेवा एकरंगाहे केलैन। आने माए-बाप जकाँ पहिल बेटा- सुभद्रकेँ गामक स्कूलमे नाओं लिखौलैन।

भैयारीमे असगर सुभद्र तँए माए-बापक पूर्ण सिनेहसँ सिनेहिल हृदय सुभद्रपर रहलैन। सुभद्र पाँच बर्खक भेल तखन सुशीलक जन्म भेल। ओना, भैयारीमे सुभद्र लगा सुशीलकेँ माता-पितक संग जेठ भाइक सिनेह सेहो भेटए लगलैन। माता-पिता होथि वा परिवारक कियो आन आकि बच्चा-बच्चाक बीच सेहो अपन प्रेम-बन्धन अछिए।

जन्मेकालसँ माने माइयक गर्भसँ सन्तान जन्मक समय धरि जहिना माए तहिना बच्चा असीम गड़मे रहिते छैथ। दुखक ओहन रूप दुनूपर रहबे करैए जेकरा असीम पीड़ा सेहो कहिते छिऐ। जइ देशक वा परिवारक एहेन भयंकर स्थिति रहैए, माने अन्न बेतरे माइक शरीर तहस-नहस भेल रहै छैन, तैठाम तँ बच्चाक जन्मक पीड़ाक संग घरमे अन्नक अभावक दुखसँ दुखित मन आरो पीड़ित रहिते छैन। तैठाम जँ जच्चा-बच्चाक मृत्युदर देशक मृत्युदरसँ ऊपर रहत तँ ऐमे आश्चर्ये की भेल। से रहबे कएल अछि। ओना, आजुक परिवेशमे संचरण होइत किछु सुधार भेबे कएल अछि। मुदा तहूमे तँ खाड़ीनुमा अछिए। जे केहेन परिवारक मृत्यु-दरक सीमा केहेन अछि।

संयोग कहियौ आकि जीबछ कक्काक परिवारक स्थितिक संग दुनू परानीक धर्म-कर्म, जहिना जेठ सन्तान- सुभद्रकेँ पालैत-पोसैत दस बर्खक बनौलैन तहिना छोट सन्तान- सुशीलक सेवा सेहो शुरू केलैन।

ओना, ईहो कहिये सकै छी जे आन जकाँ गिधकिच्चैन सन्तान सेहो नहियेँ भेलैन। गिधकिच्चैन भेल, साले-साल सेहो आ एकसंग एकसँ अधिक बच्चाक जन्म सेहो।

जहिना जीबछ काका बच्चाक प्रति अपन कर्मक धारकेँ सन्तानोन्मुखी बना परिवारमे ठाढ़ छला तहिना श्यामा सेहो ठाढ़ रहली। ओना, दुनू बेकतीक बीच, माने जीबछ काका आ श्यामा काकीक बीच वैवाहिक सम्बन्ध जहिये भेलैन तहिये दुनू परानी विचारि कऽ सहमत भऽ गेलैथ जे मनुक्ख मात्र अन्ने-पानि, माले-जाल आकि गाछ-बिरीछ-टाक सृजनकर्ता नहि, मनुक्खक सृजनकर्ता सेहो छथिए, तँए अपना दुनू परानीक जीवनकपहिल संकल्प यहए भेल जे बच्चाकेँ जन्म-सँ-चेतन अवस्थामे पहुँचा स्वतंत्र रूपमे छोड़ि दिऐ..। ओना, जहिना जीवन जाल छी तहिना महाजाल सेहो छीहे, तँए जंजाल महाजाल रूपमे अछिए।

कृष्ण युधिष्ठिर आ दुर्योधनकेँ कहलैन जे द्वारकामे नीक आदमी केते अछि आ अधला आदमी केते अछि, एकर सूची बना कऽ दुनू गोरे दिअ।

अपन-अपन नजैरिये दुनू गोरे नीक-अधलाक सूची बनबए द्वारका नगरमे प्रवेश केलाह। एक दिससँ पहियबैत दुनू गोरे अलग भऽ सूची तैयार करए लगला।

सूची तैयार केला-पछाइत युधिष्ठिरो आ दुर्योधनो, दुनू गोरे कृष्ण लग पहुँचला। दुनू अपन-अपन सूची प्रस्तुत केलैन। दुनू सूचीमे किछु नहि लिखल देख कृष्ण दुर्योधनकेँ पुछलैन। दुर्योधन जवाब देलकैन-

"महाराज.! एक्केबेर नहि, सात बेर सौंसे नगर घुमिकऽ मुआइना केलौं मुदा एकोटा नीक लोक नहि भेटल, सूची केकर बनैबतौं, तँए सूचीपत्र खाली अछि।"

दुर्योधनक तर्क सूची गजेरी जकाँ कहियौ आकि परबा-पौरकी जकाँ कृष्ण अपन पेटक साँस पेटेमे घोंटलैन। बजला किछु नहि। मनमे फुरलैन लगले फेर युधिष्ठिरकेँ पुछलखिन। युधिष्ठिर जवाब दैत कहलकैन-

"महाराज, हमरो वएह समस्या भेल। सात बेरकेँ कहए जे सौंसे द्वारका नगर हम नअ बेर घुमि-घुमि कऽ एक-एक बेकती आ एक-एक परिवारक जाँच-पड़ताल केलौं मुदा एकोटा अधला आदमी नहि भेटल। तँए की लिखितौं, सूची पत्र खाली अछि।"

आब कहब जे दुनूमे किनकर रिपोर्ट सही छेलैन आ किनकर गलत छेलैन? ने किनको सही छेलैन आ ने किनको गलत छेलैन। अपन-अपन नजैरिये दुनूक सहियो आ गलतियो तँ छेलैन्हे। यएह छी दृष्टि। कहैकाल तँ सभ कहै छिऐ दृष्टिहीन। मुदा हीन आ श्रेष्ठ दृष्टि की भेल से भाँजेपर चढ़बे ने करैए।

बीस बर्ख पुरैत-पुरैत सुभद्र अपन जीवनक एक सीढ़ी पार कऽ गेल। माने ई जे मैट्रिक तकक शिक्षा ग्रहण करैत पारिवारिक रूपमे शादी-सुदा सेहो भऽ गेला। जीवनो तँ जीवन छी, जहिना पहाड़, समुद्रसँ धार फुटि निकलैए तहिना मनुक्खोमे होइते अछि। धार रूपमे संचारित होइत जीवन सेहो आगू मुहेँ प्रवाहित होइते अछि।

सुभद्रकेँ परिवारक क्रिया देख जहिना एक दिश जीबछ काका आर्थिक बोझ कमैत देखलैन तहिना अपन जीवनक भारग्राहीक रूप सेहो देखलैन जइसँ मनमे तृप्तिता जगलैन। मुदा परिवारक गतिक जे मति अछि तइमे कमी नहि भेलैन। नइ होइक कारण भेलैन जे एक दिस सुशीलक जीवन निर्माण पछुआएल छेलैन आ दोसर अपनो जीवन तँ एक खाड़ी टपिये रहल छेलैन जइसँ दोसर जीवनक निर्माण सेहो करबे छेलैन।

ओना, अखन तकक जीवनानुभवमे जीबछ काका अपन तंत्र-मंत्रकेँ मजगूत करैत एते मानियेँ कऽ बुझि गेल छला जे मनुक्खक जीवन अमूल्य सम्पदा छी, एकर कोनो मूल्य नहि छै। तँए मूल्यहीन जीवन बना जीब लेब सभसँ पैघ भेल। जीबछ काका नीक जकाँ बुझि रहला अछि, जे जहिना जीवन अकाशोन्मुख सात सीढ़ी अछि तहिना पतालोन्मुख सेहो अछिए। अहीक बीच, माने चौदहो भुवनक बीच जीवनक संचरण होइत चलैए।

मनुष्यक जीवनक योग रूप कहियौ आकि योगी रूप, ओ शरीरधारी मनुक्खेटार्कें भेट सकैए। सत-चित्त-आनन्द जहिना कहै छिऐ, तइमे भगवानो छँटि जाइ छैथ। तँए देवतो सभ मनुक्ख बनैले ललाइ छैथ।

अखन जीबछ कक्काक उम्र साठि बर्खक छैन। मुदा जखन ओ पचास बर्खक भेला तखन परिवारक जिम्मेदारीसँ अपनार्कें मुक्त कऽ लेलैन। माने ई जे दुनू बेटाक अपन दायित्व बनै छैन जे अपन-अपन सखा-सन्तानकेँ अपना रूपमे तैयार करैथ। तँए जीबछ काका आश्वस्त भऽ गेला जे ऐगला पीढ़ीक भारसँ मुक्त भेलौं, मुदा विचार-विनिमय करबक दायित्व तँ अछिए। कियो अपन करए वा नहि करए ई जिम्मा नइ रहल, मुदा जखन पारिवारिक जीवन अछि तखन जस-अजसक तँ भागी बनबे करब।

ओना, आजुक जे परिवेश बनि रहल अछि ओइमे अतीतक प्रति दृष्टिहीनता आ भविष्यक प्रति दृष्टिपूर्णता आबिये रहल अछि। माने ई जे पैछला पीढ़ी माता-पिता, दादा-दादीक प्रति जहिना नव पीढ़ीक दृष्टिमे दोषहीनता एलैन अछि तहिना अपन बाल-बच्चाक प्रति पूर्णता सेहो एबे केलैन अछि। ई दीगर भेल जे श्रमशीलता श्रमहीनता दिस बढ़ि गेने सुविधाभोगी जीवनक विकास तेजीसँ भऽ रहल अछि, मुदा एकरा शुभ केना कहबै?

प्रज्जवलित होइत शक्ति जँ आगूक दिसक होइत तखन ने, से तँ ओहन प्रज्जवलन तैयार भऽ रहल अछि जे ईंधनक स्वरूप बनि रहल अछि.!

साठि बर्ख टपला पछाइत जीबछ काका अपन जीवनक विराट रूप देखबैत सुभद्रकेँ कहलैन-

"बौआ, यएह अपन जीवन छी।"

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.११.जगदीश प्रसाद मण्डलक ५ टा कथा- कथा-२ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-
१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354
ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-

१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.आचार्य रामानन्द मण्डल

६.नन्द विलास राय
७.जगदीश प्रसाद मण्डल
८.दुर्गानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि जगदीश प्रसाद मण्डलक ५ टा कथा जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



जगदीश प्रसाद मण्डलक ५ टा कथा

कथा २

**भरि मन काज**

शासनतंत्रक सूत्र-नीतिसँ जहिना जीवन उठै-खसैए ठीक तहिना गियानचनकेँ अपन जिनगी देख मन खसए-उठए लगलैन.! मन कहलकैन दुनियाँकेँ तखने ने जानि पाएब जखन अकास-सँ-पताल आ पताल-सँ-अकास देखैक अक्ष आँखिमे औत। मुदा से कोनो पैथक आई ड्रॉपसँ थोड़े औत। ओ औत जखन जिनगीकेँ खन्तीसँ, ऐठाम कबीर बाबाक खन्ती नहि बुझब जे जगरनाथमे समुद्रक सीमापर जा कऽ खँतियौलैन, खुनि कऽ खत्ती बना खतियाएब, तखने ने खेत-पथारक खतियौन जकाँ जीवनोक खतिआन बनत। ओना, सभकेँ बुझल अछिए

जे चौबीस घन्टाक भीतर दिन-राति होइए, मुदा दिनमे दिन केहेन भेल आ रातिमे राति केहेन भेल, यएह देख पएब ने भेल दुनियाँमे अपनाकेँ देख पएब.!

दिनमे दिन आ रातिमे राति की भेल? रातिक बीच एकटा राति ओहन अछि जे पूर्णिमाक चानसँ जगमगाइए आ दोसर राति की एहेन नहि अछि जइमे इजोरिया-इजोतक दरसो ने रहैए आ अमावाश्याक अन्हारक अन्हार छाड़ने रहैए? सेहो तँ अछिए.! मुदा दुनूमे जहिना अन्हार अछि तहिना इजोतो नहि अछि, से केना नहि कहल जाएत। हँ, एते देखमे जरूर अबैए जे पूर्णिमाक एकटा चान अन्हारकेँ डँसने रहैए आ दोसर अमावश्याक अन्हारकेँ लाखो-करोड़ो तरेगन डँसैले परियासरत रहैए। खाएर जे रहैए ओ प्रकृतिक खेल छी, मुदा जीवनक बीजक तँ से नहि छी, ओकर तँ अपन प्रकृति होइए जे अपन प्रकृतिगत रूपमे चलैत आबि रहल अछि।

एकाएक गियानचनक मन ओइ सीमापर पहुँच गेलैन जैठाम बनमानुख अपन दिन-रातिकेँ जोखै-तौलैए। एक सीमा परक दृश्य देखते ज्ञानचनो भूत-भविसकेँ तराजूक दुनू पलड़ापर राखि वर्तमानक डण्डी पकैड़ जोखए लगला कि धक-दे एकटा बिसरल बात मोन पड़लैन। मोन पड़लैन, जहिना रामायण-महाभारत वा कबीरक बीजकक एक-एक पाँतिक एक-एक शब्दकेँ भिन्न-भिन्न रूपमे विभाजित करैत कियो अपन जीवनक पाँतीकेँ पँतियबैए, तहिना अपनो किए ने पँतियाबी।

ओना, गियानचनक अखनुक जीवन रोगाह भइये गेलैन अछि, जइसँ मनमे खिन्नता सेहो अपन जगह बना रहल छैन, मुदा उपाइये की? उपाय तँ ओइठाम अछि जैठाम जीवन अछि। जैठाम जीवने नहि रहत तैठाम तँ केहनो अट्टालिका किए ने बनौने रही, मुदा ओ भूताहि भइये जाइए।

मानि लिअ, अहाँ दिल्लीमे वा मुम्बइमे नोकरी वा बेपार करै छी जइसँ नीक कमान कमाइ छी, मुदा अखन धरिक जे अपना सभक ग्रामीण परिवारक इतिहास रहल, माने आइसँ बीस-तीस बरख पूर्वक, ओना तइसँ पहिनौंसँ गामक लोक सभ दिल्ली-मुम्बइक अट्टालिका देख नेने

छला आ पाइ कमेला पछाइत ओहो ओही अट्टालिकाक प्रवाहमे अपनो रहैक घर शहरोमे बनौलैन आ गामक जे अपन पूर्व-जीवन छेलैन, माने शहर अबैसँ पूर्वक, ओ तँ यएह ने कहलकैन जे गाममे पाँचो प्रतिशत परिवारसँ कम परिवारक घराड़ीपर पजेबाक नाओं लेल गेल अछि। गामक अतीतक दृश्य यएह ने छल जे आजुक परिवेशसँ बहुत दूर छल। गामक जे पूर्व सिनेह छेलैन तइ अनुकूल परदेशी भाय गामोमे रहैक घर बना लेलैन। देखिये रहल छी जे एक दिस मेट्रो ट्रेनक जरूरत अछि तँ दोसर दिस ढेरक-ढेर लोक बैसल-बैसल समय काटि रहल अछि। एक दिस स्कूल-कौलेजमे शिक्षक नहि अछि मुदा तेकरे दोसर दिस परीक्षाक रिजल्ट नीक भऽ रहल अछि।

अपन बहैत मनकेँ गियानचन ई कहि बोइस कऽ रोकलैन जे कबीर बाबा बिनु डन्डी-पलड़ाक तराजूपर दुनियाँकेँ जोखि लेलैन आ अपना बुते अपनो जीवनकेँ तौलल नहि हएत.! ..पहाड़ी झड़नाक पानि जकाँ गियानचनक मन पहाड़पर सँ उतरलैन। उतैरते जहिना झड़नाक झहरबकेँ पाथरक कोनो टुकड़ा पहाड़पर सँ खसि रोकिकऽ मुँह घुमा दइए तहिना गियानचनक मुँह घुमि गेलैन। मुदा जीवन तँ जीवन छी.! थर्मामीटरक पारा जकाँ जीवनकेँ हाथसँ पकड़ब कठिन अछिए। लीलाक संग जहिना रासलीला अछि तहिना ने कदमलीला सेहो अछिए.!

विचित्र स्थितिक बीच गियानचन अपना मनकेँ थीर करैक कोशिश करए लगला मुदा..। मुदा ई जे अखन तक गियानचन एतबे बुझै छला जे समाजमे बेटा वा पतिक मृत्युक पछाइत जहिना माए वा घरनीकेँ, समाजक दाइ-माइ यएह ने असीरवाद दैत कहै छैथ जे राजा-दैव अहिना होइए, तँए मनकेँ थीर करू। भलेँ असीरवादक माने अर्थ अपने बुझैथ वा नहि। मनकेँ थीर करब बाल-बोधक खेल नइ ने छी, ऐठाम महाभारतक प्रह्लादक बात नहि बुझब जे बालपनेमे मनकेँ थीर कऽ लेलैन। ऐठाम गियानचनक बात चलि रहल अछि।

जहिना जीवनक खेल असान अछि तहिना कठिन सेहो अछिए। तहूमे मनक खेलकेँ पकड़ब तँ आरो कठिन अछि। सभ जनिते छी जे ऐ संसारमे

दुखसँ जीवन शुरू होइए आ अड़ना साँढ जकाँ मनक थीरता होइत जाइए। दुनियाँ तँ दू भागमे बँटाएल अछिए। एक भाग भेल दुखक दुनियाँ आ दोसर भाग भेल सुखक दुनियाँ। कबीर बाबा भनैं ने कहने छैथ जे दो पाटन के बीच मे, बाँकी बचे ने कोइ। खाएर कबीर बाबाक अपन दिन छेलैन आ अपन दुनियाँ छेलैन मुदा गियानचनक तँ से नहि छैन। जे छैन सएह ने देखता। यहए ने देखता जे जहिना दुखोक डरे मन थरथरेने अथीर भइये जाइए, तहिना सुखोक जे मन होइए ओहूमे घब-घबी धैये लइए। ओल आकि अरिकंचन जकाँ पातो आ फलोमे कब-कबी आबिये जाइए जइसँ मन थिर होइत-होइत असथिर भइये जाइए। यएह तँ छी मन, जे अपन तीन तरहक खाना बनेने अछि, सुखक मन, दुखक मन आ दुनूक बीचक सु-दुखक मन।

एकाएक गियानचनक मनक किछु कुहेस छँटलैन। छँटिते दुनियेँ जकाँ अपन जीवनकेँ ध्रुवीकरण केलैन। जहिना भूगोलक भाषामे उत्तरी ध्रुव आ दच्छिनी ध्रुव अछि, जैठाम छअ मासक दिन आ छअ मासक राति होइए, तहिना ने जीवनोमे अन्हार-इजोत दुनू अछि। जैठाम छअ मासक राति हएत तैठाम कि अखुनका जकाँ लोक बिजलीक इजोतमे रातिकेँ दिन बना जीवन लीला करत आकि कुम्भकर्ण जकाँ सुतबे करत।

दुनियाँक ध्रुवीकरण नहि, अपने जीवनक ध्रुवीकरण करैत ने विद्यापति कलैप-कलैप कहलैन, 'आध जनम हम नीन गमाओल.!' ..एक तँ आधा जीवन ओहिना चलि जाइए। बाँकी जे बँचल आधा अछि तइमे अपन शरीर क्रियाक संग जीवन-धर्मोक क्रिया तँ करबे अछि, तइले समाइये केते बँचैए.!

जिनगीक खेलसँ, माने परेशानीसँ गियानचनक मन भीतरे-भीतर अकछए लगलैन। ऐठाम ई नहि बुझब जे, जे दुनियाँ प्रिय धार बहबैक शक्ति अपना पेटमे रखने अछि, तइ दुनियासँ लोक थोड़े विरक्त हुअ चाहैए। ओ तँ महाजन जखन सूदक-सूद आ मूड़-मूड़क हिसाबक बेवहार जीवनमे आबि व्यक्त करैए तखन ने ऐ दुनियासँ लोककेँ अकच्छ लगैए। जइसँ मूसेक दबाइ खा वा गरदैनमे फँसरी लगा दुनियाँसँ अपनाकेँ मेटैबते

अछि। कहब जे मूसक दबाइ तँ पुरान भऽ गेल, तहिना फँसरी लगाएब सेहो पुरान भऽ गेल, आब तँ एहेन बिजली आबि गेल अछि जे तुलसी बाबाक रामायणिक पाँती, मरैकाल बहुत भारी दुख होइए, माने प्राणान्त होइकालक दुख, सेहो बदलैले कहबे करै छैन। भाय! जीवन छी ने। वनमे जखन सीताक हरण भऽ गेलैन तखन राम जहिना गाछ-बिरीछकेँ पुछि-पुछि सीताक भाँज लगबए चाहलैन तहिना ने जीवनो छी। मृत्यु अमृतकेँ पुछि-पुछि पुछियाबए पड़ैए। सघन जीवनक वनमे जहिना जीवनकेँ तकैले निच्चाँमे उतरए पड़ैए, माने मूल लग जाए पड़ैए, नइ तँ पतालक पानि जकाँ ऊपरका-नीचला लेयरक पानिक गुण बुझबे ने करब, तहिना ने जीवनोक ताक ताकए पड़ैए। अयोध्यासँ निकलला पछातिये, माने जखन राम पँचवटी पहुँचला तखन, रामकेँ ढेरो लोकसँ भेँट भेलैन, मुदा ओइ ढेरीमे किछु गनले-गूथल ने मित्र बनलैन, बाँकी तँ ओहिना ने वनमे घुमैत रहि गेला। तहिना ने जीवनो अछि।

हाट-बाजार वा मेला-ठेलामे लाखो लोकक भीड़ रहैए मुदा तइमे सर-सम्बन्धी वा हित-मीतक संख्या कम रहिते अछि, ओही कमक सम्बन्ध ने जीवनक धार टपबैए। ऐठाम हम ई नहि कहै छी जे आजुक एहेन परिवेश बनि गेल अछि जइमे ने उपार्जनेक ठेकान अछि आ ने उपभोगेक। दुनू बेठेकान जकाँ भऽ गेल अछि। जीवनक जे आधार अछि ओकरा जाबे नहि ठेकनाएब ताबे जीवनकेँ ठाढ़ केना करब। जखन मनुक्खक रूपमे दुनियाँमे छी तखन जँ दुनियोँ आ अपनो ठेकान पेब लेब तखने ने दुनियाँक संग पएर-मे-पएर, माने गति-मे-गति मिला दुनियाँक धारक धारामे प्रवाहित होइत समुद्र पहुँचब। खाएर जे अछि, तइ सभसँ गियानचनकेँ कोन मतलब छैन। मतलब एतबे छैन जे समग्र रूपक जिनगी केना बनाकऽ सामाजिक रूपमे जीवन धारण केने रहता।

बजैक क्रममे सभ बजिते छी जे फल्लाँसँ उपकार भेल आ फल्लाँकेँ उपकार केलिऐ, एहेन विचार एकांकी जीवनक छी, मुदा जखन समग्र रूपमे अपनाकेँ ढालि चलब तखन यएह विचार उपकारक जगह अपन दायित्व भऽ जाइए। अपना समाजमे सभ बुझिये रहला अछि जे कोइ करे आप ले माए ले ने बाप ले। ..तखन जँ ई बुझबै जे हम माता-पिताक सेवा

केलौं, तँ अपन दायित्व  की भेल?

जहिना पोखैर वा तालावमे देखल कोनो माछकेँ पकड़ैले बेर-बेर मछवाह जाल फेकैए तहिना ने जीवनोक मूल तत्त्व पकड़ैले कर्मक जालकेँ बेर-बेर फेकए पड़ैए। तहूमे ओइठाम जैठाम मटियार माटिक रस्ता अछि, जेकर दुनू पीठ पीछराह होइते अछि। पीछराहो की एक्के रंग होइए। पानिमे भीजल माटिक पीच्छर सेहो होइए आ बिनु पानिक माने रौदमे सुखल पीछराह सेहो होइते अछि। तैठाम तँ जीवन जीवाइन हेबे करत किने। अन्हार-इजोतक बीच खेलेनिहार मनुक्ख तँ छथिए। मानि लिअ जे हम कोनो काज निर्धारित केलौं, समय, परिवेश इत्यादि अनेको सोझामे अछिए, तइसँ जँ कम केलौं, तइयो गलत भेल आ जँ बेसियो केलौं तँ ओ की भेल, ओहो ने गलत्ते भेल। एक-एक क्षण विष अमृतक संग चलैत रहैए। तइले अपन विष-अमृतकेँ चिन्ह चलबे ने जीवन पएब भेल।

बजैक क्रममे सभ बजिते छी जे मनुक्खकेँ जीवनक स्वतंत्रता हेबा चाही, मुदा अधिकार आ कर्तव्यकेँ कातमे राखि कऽ नइ ने हएत? जहिना स्वतंत्र जीवन निर्गुण  अछि तहिना ने ओकर अपन सीमा सेहो अधिकार-कर्तव्यक बीच अछि। ऐठाम ईहो विचार बीचमे अछिए जे एक उपकार भेल अगुरवार, माने जिनकर कोनो उपकार ऊपरमे नहि अछि, तिनकर उपकार, दोसर अछि जीवनमे उधार उपकारक कर्ज। माने भेल जे जहिना जीवनक एक पलड़ा भेल जन्म आ दोसर भेल मृत्यु, तइ दुनूक बीच ने सभ छी, जे माए-बाप जन्मक पछाइत बच्चाकेँ धरतीपर ठाढ़ करै छैथ, ओते कएल काजक, ऐठाम सेवा नहि, दायित्वक दायित्व बेटा-बेटीक कपारपर चढ़िये जाइ छैन, जेकरा दायित्वपूर्ण उधार उपकार कहि-बुझि सकै छी। तहूमे एहेन दायित्व जे ने बिसरल जा सकैए आ ने छोड़ल जा सकैए। तैठाम जँ बेटा-बेटी माए-बापकेँ कहैथ जे अहाँ की केलौं, दुखद भेबे कएल। ऐठाम एकटा बात आरो अछि। ओ अछि जे दुखक सेहो सीमा नहियेँ अछि। तन-मन-धन-जन, केते कहब, असीम दुखक सीमान अछि। तैठाम दोसर बात सेहो अछिए। भलेँ ओ विपरीते किए ने हुअए मुदा अछि तँ जरूरे। की ओहन माए-बापकेँ ई नहि पुछल जानि जे जखन

बेटाकेँ बेचि नेने छी, तखन अहाँकेँ ओइ बेटा-पुतोहुपर कोन अधिकार बँचल अछि? जे मुँह उठा बेटा-पुतोहु दिस देखब। खाएर जे अछि, बुझले बात अछि जे जहिना समुद्र अछि तहिना समाजो अछिए। नीक-बेजा होइते रहैए। नीक-बेजाइक माने भेल, एकटा नीक एकटा बेजाए , मुदा एहनो नीक अछिए जे जगह आ समय पेब अधला बनि जाइए आ एहनो बेजा अछिए जे समय पेब नीक बनि जाइए। ऐठाम तँ वेदक मंत्र देखए पड़त किने, 'गुणरहितं कामनारहितं प्रतिक्षण वर्धमानमविच्छिन्नं सूक्ष्मतरमनुभवरूपम्।'

जुड़शीतल पावनिक पोखरिक पानि जकाँ जीवन थहाएलो आ बलुआएलो तँ अछिए। जहिना एकटा धुरियाएल अछि तहिना दोसर सुढ़ियाएल सेहो अछिए। एहने फेड़मे पड़ि ने गियानचन ओझरा गेल छैथ। बेवश-बेकाबू भेल मन जेठक रौदियाएल हाथी जकाँ चितकार मनमे मारिये रहल छेलैन। एकाएक दरबज्जापर सँ उठि गियानचन अपन बाल मित्र- सुमतिलाल ऐठाम विदा भेला। मन तेते चितैर गेल छेलैन जे रस्ता, माने अपना ऐठामसँ सुमतिलालक घरक बीचक बाट, केना कटलैन से अपने बुझबे ने केलाह। मन असथिर रहितैन तखन ने बुझितैथ जे रस्ता अपना कटैए आकि अपने रस्ताकेँ काटै छी। उद्विग्न देख सुमतिलाल फरिक्केसँ बुझि गेला जे गियानचन समयक कोनो फेड़मे पड़ल अछि।

अखनुक दरबज्जाक चर्च नहि करै छी, पूर्वक मिथिलाक चर्च करै छी, समाजमे किछुए परिवार एहेन छला जिनका अपन परिवारसँ बेसी सुतै-बैसैक जगह दरबज्जाक रूपमे छेलैन। जेना-जेना पाछू उनैट देखब तेना-तेना पछुआएल स्थिति नजैरिक सोझमे औत। आइये नहि सभ दिनसँ अपना ऐठाम दरबज्जाक महत्व रहल अछि। परिचित-अ-परिचित सबहक लेल सार्वजनिक स्थल बना पूर्वज अपन मर्यादा बनौने छलाहे। मुँह देख मुँगबा बँटैक कला छेलैन्हे। भुखल-दुखल वा रूखल-सुखल सभकेँ मुँगबा खुआ मुँह मिठा दरबज्जापर समय बितैबते छला। अखुनका चर्च नहि करै छी, जे गज-फीतासँ घराड़ियो नापल जाइए आ धरती-सँ-अकास धरिक बिकरी सेहो हुअ लगल अछि। मुदा तहू बीच की ओहन लोक नहि छैथ जिनका अप्पन घराड़ी नइ रहने इन्दिरो आवास

नहि भेटै छैन? गरीबक सेवा तँ भइये रहल अछि, मुदा भीखमंगाक संख्या सेहो बढ़ि रहल अछि, ईहो ने देखब। जैठाम भीखमंगाक पेट नहि भरल अछि तैठाम सम्पन्नता की भेल।

सुमतिलालमे एते होश छेलैन्हे जे जहिना चेहरा देख केकरो जीवन आँकि लइ छैथ तहिना मुँह देख जीवन-चरित्रक बोध सेहो भइये जाइ छैन। उदिग्न चेहरा देख सुमतिलाल गियानचनकेँ कहलैन-

"आबह-आबह गियान। केतए हेराएल रहै छह।"

सुमतिलालक विचार सुनि गियानचनक मनमे उठलैन जे जँ पहिने अपन मनोदशा कहबैन तँ ओ धड़फड़ा कऽ बाजब हएत। तँए पहिने किए ने अपन मनक विचार नहि कहि विचारक चौहद्दीए बान्हि ली। गियानचन बजला-

"भाय साहैब, लोक तँ ओतए हेराइए जेतए अगम-अथाह समुद्र जकाँ जीवन देखैए मुदा जैठाम दुनियेँ हेरा गेल अछि तैठाम लोकक हेराएब केना भेल।"

गियानचनक विचार सुनि सुमतिलाल बुझि गेला जे, जे गियानचन दुनियाँकेँ हेराएबक चर्च कऽ रहल अछि ओ अपने नहि हेराएल अछि, मन केतौ लसकामे लसैक गेल छइ। अपन विचार उठबैत सुमतिलाल बजला-

"गियानचन, तेहेन समय आबि गेल अछि जे मन सदिकाल रेजानिस-रेजानिस रहैए। कखनो एक घन्टा बैस दोसरो-तेसरक जीवन-यापनक विचार करब से पलखैतिये ने होइए।"

अपना जनैत सुमतिलाल सभ बात बाजि गेला मुदा गियानचनक उदिग्न मन रहने नीक जकाँ बुझबे ने केलकैन। गियानचन बजला-

"सुमति भाय, भरि दिन औनैनी-बिलौनी धेने रहैए। केतबो मनकेँ जाँति कऽ राखए चाहै छी, से रहबे ने करैए।"

गियानचनक भाव भूमि सुमतिलाल आँकि लेलैन, मुदा ठोह फाड़ि कहैसँ परहेज करैत बजला-

"गियानचन, मन कि जाँतिकऽ रहैबला छी, उ तँ एहेन भूत छी जेकरा काजमे  जखन बान्हिकऽ राखल जाएत तखने जाँतिकऽ रहि सकैए, नहि तँ औनेबो-वौएबो करत।"

सुमतिलालक विचारक शब्द सुनि गियानचन भावुक भऽ गेला मुदा शब्दक भीतर जे मर्म अछि से बुझबे ने केलैन। विह्वल होइत पुछलखिन-

"से केना भाय साहैब?"

गियानचनक विह्वलता देख सुमतिलालक मन विचार देलकैन माने सुमतिलालकेँ कहलकैन, खिस्सा-पिहानीसँ लोक बेसी बुझैए आ सोझे शब्दवाणसँ कम बुझैए। कथा-पिहानीमे ई शक्ति केना अबैए, से अखन नहि, अखन बस एतबे जे शब्द-शक्ति जेते मृत्युवान अछि तइसँ कम कथाशक्ति अछि। सुमतिलाल बजला- "एकटा खिस्सा सुनबै छिअ, गियानचन। एकटा ऋषि रहैथ, अपन सम्बन्ध दुनियासँ हटा अपनाकेँ अपनेमे समेट नेने छला तँए असगरे रहैथ।"

बिच्चेमे गियानचन बजला-

"पत्नियोँ ने रहैन?"

सुमतिलाल बजला-

"कियो ने रहैन। संयोगसँ एकटा भूत आबि उपद्रव करए लगलैन। कहियो कॉपीक पन्ना उलटा कऽ राखि दैन तँ कहियो किताबक जगहे बदैल कऽ राखि दैन। तंग होइत ओ ऋषि भूतकेँ कहलखिन, तूँ एना किए करै छह? तैपर ओ भूत कहलकैन, हमरा संच-मंच बैसल नीक नइ लगैए। तँए उपद्रव करै छी। ऋषि कहलखिन, बस तहीले। हाथक इशारासँ आगूमे ठाढ़ भेल आमक गाछकेँ देखबैत ऋषि कहलखिन, ऐ गाछपर सदिकाल चढ़ैत-उतरैत रहह। भूत सएह करए लगल। तइसँ ऋषि चैन भऽ गेला।"

सुमतिलालक सभ बात गियानचन नहि बुझि सकला मुदा एते तँ बुझबे केलाह जे भरि मन काज जखन केकरो भेट जाइए तखन अनायासे ने जीवन पाबि जाइए।

गियानचन बजला-

"भाय साहैब, अखन जाइ छी। फेर कहियो..।"

-

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१२.जगदीश प्रसाद मण्डलक ५ टा कथा- कथा-३ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-

१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354

ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-

१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.आचार्य रामानन्द मण्डल

६.नन्द विलास राय
७.जगदीश प्रसाद मण्डल
८.दुर्गानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि जगदीश प्रसाद मण्डलक ५ टा कथा जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



जगदीश प्रसाद मण्डलक ५ टा कथा

कथा ३

## आएल आशा चलि गेल

सुर्जग्रहण वा चन्द्रग्रहण छुटला पछाइत जहिना लोक नदी, सरोवर वा पोखैरमे नहाइले धरोहि लागि जाइ छैथ तहिना रूद्रपुर गाममे रामेश्वरमक दर्शन करैक विचार समाजक लोकमे जगलैन। जिनका अपना हाथमे बटखर्चा  रहैन से तँ निचेने रहला मुदा जिनका अपना हाथ-मुट्ठीमे पाइ नहि रहैन ओ ऋण-पैंच ताकए दोसरा-तेसराक घरपर जाए-आबए लगला, जइसँ रामेश्वरम जेबाक जिज्ञासा अधिकांश लोकक मनमे जगलैन। मोतीलाल सेहो मने-मन विचार कऽ लेला जे जखन समाजक अधिकांश लोक एकमुहरी भऽ रामेश्वरम जाइले तैयार भेला अछि तखन अपनो किए ने जाएब।

असकर-दुसकरमे ने कोनो नव प्रश्न उठने मनमे अधिक विचार जगैए मुदा समूहमे तँ से नहि होइए। भेड़िया-धसान लोक भइये जाइ छैथ। जहिना अपन-अपन विचारक कान्हीनुकूल लोक केतौ बाहर जेबाकाल संगी ताकए लगै छैथ तहिना मोतीलाल अपन विचारी संगी ताकैले हीरालाल ऐठाम विदा भेला। ओना, हीरालाल आ मोतीलालक उमेरमे दस सालक

तरपट छैन, मुदा एकविचारी रहने एकउमेरिया भाए-भैयारी जकाँ दुनूक बीच सम्बन्ध बनियेँ गेल छैन। हीरालालक उमेर साइठ बरख टपि एकसठममे चलि रहल छैन आ मोतीलालक एकावनमक अन्तिममे जा रहल छैन।

दरबज्जापर बैसल हीरालाल सेहो गाम-समाजकेँ देख मने-मन विचारि रहल छला जे आएल आशा चलि गेल.! चालीस बरख पूर्वे मनमे रोपाएल छल जे परिवारसँ निचेन होइते, माने परिवारक जवाबदेहीक काजसँ निचेन भेला पछाइत चारू धामक दर्शन करि कऽ शरीर तियाग करब, मुदा से मनेमे रहि गेल। मने-मन हीरालाल सोचिये रहल छला कि तइ बिच्चेमे मोतीलाल लगमे आबि टोकलकैन-

"भाय, अहींकेँ कहैले एलौं हेन जे गामक लोक उनैट कऽ रामेश्वरम जा रहल अछि, अपनो दुनू भाँइ चलू।"

मोतीलालक विचार सुनि हीरालाल मने-मन विचार करए लगला जे जखन मोतीलाल दरबज्जापर आबि कहि रहल अछि तखन की कहिऐ? जँ 'नइ जाएब' कहबै तँ पुछबे करत जे 'किए ने जाएब?' आ जँ 'हँ' कहबै तँ अनेरे पैंच-उधारक पेंचमे पड़ि जाएब.! हीरालालकेँ चुप देख मोतीलाल दोहरा कऽ पुछलकैन-

"भाय, किछु बजलौं नहि?"

हीरालाल बजला-

"मोतीलाल, मनमे अपनो विचार छल जे जखन परिवारसँ निचेन हएब तँ चारूधामक तीर्थ जरूर करब, मुदा..।"

मोतीलाल बजला-

"की मुदा, भाय?"

अपन मनक दाबल विचारकेँ खोलैत हीरालाल बजला-

"मोती, एक तँ ओहुना केकरो लग झूठ नहि बजै छी, तूँ तँ सहजे छोट भाए सदृश छह, तोरे केना झूठ कहबह।"

मोतीलाल पुछलकैन- "से की भाय?"

हीरालाल बजला- "आइ ने देखै छहक जे समाजक अधिकांश लोक एकमुहरी भऽ रामेश्वरमक दर्शन करैक विचार केलैन अछि मुदा अपना मनमे आइसँ चालीस बरख पूर्वे रोपि नेने रही जे अखन परिवारकेँ सम्हारि असथिर करब जीवनक सभसँ महत्वपूर्ण काज अछि। जखन परिवार असथिर भऽ चैनसँ चलए लगत तखन तीर्थ-वर्त करब।"

ओना, हीरालाल अपन पेटक सभ विचार बाजि गेला मुदा मोतीलाल से बुझबे ने केलैन। बजला-

"भाय, नीक जकाँ नहि बुझि पेलौं?"

हीरालाल बजला-

"मोती, आइसँ चालीस बरख पूर्व, जहिया अपन दुरागमन भेल आ पत्नी घर एली, तही दिनक विचार छी। जाबे तक दुरागमन नहि भेल छल आ माए-बाबू सेहो जीबै छला ताबे तक हुनके परिवार बुझै छेलिऐन। मुदा जखन दुरागमन भेल आ पत्नी घर एली तखन परिवारक बीच नव परिवारक उदय ओहिना भेल जहिना बाँस, खरही वा केराक बीटमे नव गाछक जन्म भेने होइए।"

अपना जनैत हीरालाल अपन जीवनक सत्यवृत्तिकेँ मोतीलालक सोझामे रखलैन, मुदा समाजक बीच जे अखन तकक वैचारिक परिवेश रहल अछि ओ तँ यएह ने रहल अछि जे जाबे तक परिवारमे माता-पिता जीबैत रहै छैथ ताबे तक पत्नीक कोन बात जे धियो-पुतो भेला पछातियो लोक अपन परिवार नहि बुझि माते-पिताक परिवार बुझै छैथ, तहिना मोतीलाल सेहो बुझलैन। तँए परिवारक बीच नव परिवारक सृजन केना होइए तइ दिस मोतीलालक नजैर गेबे ने केलैन। बजला-

"भाय, एहेन कि अहींटाकेँ भेल अछि आकि सभकेँ होइए।"

मोतीलालकेँ अपन विचारानुकूल बनबैक खियालसँ हीरालाल बजला। जहिना कोनो रचनाकार वा संगीतकार अपन पैछला विचार वा धुन (लय) केँ ऐगला विचार वा लयकेँ जोड़ैकाल विचारवद्ध वा लयवद्ध होइ छैथ तहिना हीरालाल मोतीलालक विचारकेँ विचारवद्ध करैत बजला-

"मोती! तोहींटा नहि, अपनो देखबो करै छी आ बुझितो तँ छीहे जे माता-पिताक अमलदारीमे परिवारक जवाबदेह बेटा नहि माइये-बाप होइ छैथ, मुदा जखन परिवारक सृजन होइए, माने पति-पत्नीक गठन होइए, तखन तँ बेटो जवाबदेह बनियेँ जाइए किने।"

अपना जनैत हीरालाल परिवार-सृजनक पहिल सूत्र बाजल छला, मुदा से सूत्र मोतीलालक मनमे घर करबे ने केलकैन। सरपट चालिक दौड़ दौड़ैत मोतीलाल पुन: अपनहि धुनिमे बजला-

"भाय, एहेन कि अहींटाकेँ भेल अछि आकि सभकेँ होइ छै।"

मोतीलालक विचारकेँ अधडरेरपर सँ काटैत नहि बल्कि लवान करैत, माने मोड़ैत, हीरालाल बजला-

"हँ, से तँ सभकेँ होइए.! मुदा बेकती-बेकतीक विचारमे सेहो अन्तर होइते अछि। जेकर जेहेन विचार रहल से तेहेन बुझबो करैए आ ओहने जीवनो बनैबते अछि।"

ओना, मोतीलालक मनमे रामेश्वरम जेबाक विचार नाचिये रहल छेलैन कि बिच्चेमे हीरालाल अपन जीवनक विचारक चर्च शुरू कऽ देलैन। मुदा से मोतीलालक मनकेँ नीक जकाँ छुबिये ने रहल छेलैन, जइसँ उखड़ल-उखड़ल सन मन मोतीलालक छेलैन्हे। अपन विचारकेँ पुन: अगुअबैत मोतीलाल बजला-

"भाय.! परिवार छी ने, ने दूटा परिवार एकरंग होइए आ ने बिना दू-परिवारकेँ एकसंग चलने कल्याणे होइए।"

हीरालाल बजला-

"हँ से तँ नहियेँ होइए।"

हीरालालक विचारक सह पेबिते मोतीलाल बजला- "अही दुआरे ने एलौं हेन। जखन आनो-आनो परिवारक संग तीर्थ-वर्त करैत चलब तखने ने एक-दोसरमे जीवनक संकल्प-सूत्र सेहो मजगूत होइत जाएत आ एक-दोसरपर बिसवास सेहो बढ़ैत चलत।"

हीरालाल बजला-

"हँ, से तँ होइते अछि।"

हीरालालक विचारक सह देख मोतीलाल बजला-

"भाय, लग-पासक स्थान (धर्मस्थान) मे लोक असगरो-दुसगर जाइ-अबैए, मुदा रामेश्वरम तँ से नहि छी। देशक दच्छिनवरिया छोरपर स्थापित अछि, जैठाम पहुँचैले हजारो किलोमीटरक रास्ता तय करए पड़ैए।"

हीरालाल बजला-

"हँ, से तँ तय करैये पड़ैए।"

'करैये पड़ैए' सुनिते जहिना साधारणो हवाक सिहकी पेब गाछसँ पाकल आम धब-धब खसैए तहिना मोतीलालक पेटक विचार धब-दे खसलैन-

"भाय, लग-पासक धर्मस्थानो ओहने होइए जेहेन नीक-सँ-नीक विचार बेकतीगत होइए, मुदा दूरक स्थानो तँ ओहन होइते अछि जेहेन समूहक बीच सामूहिक काज होइए।"

हीरालाल बजला-

"हँ, से तँ होइते अछि।"

हीरालालक सहीट विचार सुनि मोतीलाल बजला-

"भाय, जेतए जे होइए से तेतए होउ। जानए जअ आ जानए जत्ता। मुदा अपना दुनू भैयारीमे से नहि अछि, जहिना एक-दोसरक सुख-दुखकेँ दुनू भाँइ एक बुझै छी तहिना ने जीवन-यात्रामे सेहो एकसंग रहबे करब। एकरंग परिवार रहने जहिना अहाँक परिवार अछि तहिना ने अपनो अछि। तँए जँ कोनो नीक-बेजाए काजक यात्रा रहत तँ दुनू भाँइ विचारिये कऽ ने करब।"

हीरालाल बजला-

"एकरा के काटत।"

अपन अकाट्य विचार सुनि मोतीलालक मन दहैल गेलैन। बजला-

"भाय, जखन समाजक अधिकांश लोक एकमुहरी भऽ तीर्थ करए जा रहला अछि तखन अपनो दुनू भाँइ किए ने चली।"

मोतीलालक विचार सुनि हीरालाल बजला-

"समाजक लोक तँ लोके छैथ, सदिकाल भेड़िया-धसानक बाट पकैड़ चलिते छैथ। मुदा अपनो सभ जँ ओहिना चलब तखन भेड़िया-धसान लोकसँ अन्तरे की भेल। अपन बीतल दिनक विचार पहिने सुनि लएह, पछाइत विचारकेँ सूहकारि आगूक विचार करब।"

मोतीलाल बजला-

"भाय, काज छोड़ि माने परिवारक काज, मात्र देवस्थानक विचार करए आएल छेलौं तँए समय कम अछि, अगुताएल छी।"

हीरालाल बजला-

"बेसी नहि मात्र एक्केटा विचार अछि, लगले कहि दइ छिअ।"

हीरालालक विचार सुनि मोतीलाल चुपे रहला, मुदा नजैर उठा हीरालालक नजैरपर जरूर देलैन।

हीरालाल बजला- "रामेश्वरमेटा नहि, देशक चारू धाम रामेश्वरम, जगरनाथ, द्वारिका आ अमरनाथ क दर्शन करबक विचार अपनो मनमे रोपने छेलौं, मुदा धीरे-धीरे बाल-बच्चा भेने सेहो आ माता-पिताक आयु बढ़ने सेहो, परिवारक भारक बोझ बढ़िते गेल, जइसँ चारूधामक दर्शनक विचार तर पड़ैत गेल। अखन तक देखते छहक, माता-पिताक पार लगबैत दूटा बेटोकेँ पढ़ेलौं-लिखेलौं, बिआह-दान केलौं आ चारिटा बेटीक बिआह-दान सेहो करबे केलौं।"

'चारिटा बेटीक बिआह-दान' सुनि मोतीलालक नजैर अप्पन दुनू बेटीपर पड़लैन। बजला-

"भाय, तेहेन दुरुह परिवेश समाज बना लेलैन अछि जे गंगो असनानसँ भारी बेटीक बिआह-दान भऽ गेल अछि।"

भारी-सँ-भारी काज किए ने हुअए, जेकरा करैकाल कठिन-सँ-कठिन परिस्थितिक सामना किए ने करए पड़ए, मुदा काज भेला पछाइत मन जहिना समगम भऽ जाइए तहिना हीरालालकेँ भऽ गेल छेलैन, मुदा मोतीलालकेँ तँ से नहि भेल छेलैन तँए नजैर निच्चाँ खसि रहल छेलैन, जेकरा देख-सुनि बोल-भरोस दैत हीरालाल बजला-

"मोतीलाल, पारिवारिक जीवन जँ शान्त-चित्तसँ निमाहि ली, तँ ओ गंगोअसनानसँ पैघ काज भेबे कएल किने।"

हीरालालक विचारक वाण जेना मोतीलालक हृदयकेँ छेद देलकैन तहिना तिलमिलाइत बजला-

"भाय, परिवारक विचार छोड़ू। जइ काजे आएल छी तैपर विचार करू।"

हीरालाल बजला-

"मोती, अखन अपने साइठ बरख टपि एकसठममे प्रवेश केलौं अछि। तैबीच मातो-पिताक पार-घार लगेलौं आ बेटा-बेटीक सेहो पार-घाट लगेबे केलौं। जइसँ परिवारक भारसँ मुक्त भइये गेल छी, तँए आब अपनो मनमे अछि जे शेष जिनगी किए ने धर्म-कर्ममे बिताबी, मुदा..?"

'मुदा' सुनिकऽ तँ नहि मुदा हीरालालक जीवन देख मोतीलाल बजला- "भाय, अहाँक जीवनक हिसाबे अपने बीच मझधारमे पड़ल छीहे, तैठाम रामेश्वरमक दर्शन करब जरूरी आकि बेटीक बिआह-दान पार लगाएब?"

मोतीलालक विचार सुनि हीरालाल बुझि गेला जे जइ मने मोतीलाल आएल छल से आब आगू-पाछू हुअ लगलै। हीरालाल बजला-

"मोती, सभ दिन मनमे छल जे चारूधामक यात्रा करी मुदा दूरक यात्रा रहने बेसी ओरियानो-बातक खगता छऽले। एक तँ ट्रेनक सफर हएत जइमे समैयक संग खर्चो-बर्च हेबे करैत। मुदा जखन साइठ बर्खक उम्रसँ बेसीबलाकेँ गाड़ीक भाड़ामे सुविधा भेटल तखन मन आरो हलैस गेल जे परिवारक निमरजना भेला पछाइत चारू धामक दर्शन सेहो हेबे करत। मुदा गाड़ीक भाड़ामे जेतेक छूट भेल तइसँ बेसी बढ़िये गेल, माने सुविधा समाप्त भऽ गेल, आब नइ जा सकब। ओना तीर्थ-वर्तक नामपर पैंच-पालट सेहो समाजमे भेटते अछि, मुदा जखन कर्जे लऽ कर्ज चुकाएब तखन कर्जासँ छुटकारा केना भेटत।"

मोतीलाल बजला- "हँ, से तँ नहियेँ भेटत।"

अपन मंतव्य **editorial.staff.videha@gmail.com** पर पठाउ।

२.१३.जगदीश प्रसाद मण्डलक ५ टा कथा- कथा-४ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-

१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354

ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-

१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.आचार्य रामानन्द मण्डल

६.नन्द विलास राय
७.जगदीश प्रसाद मण्डल
८.दुर्गानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि जगदीश प्रसाद मण्डलक ५ टा कथा जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



जगदीश प्रसाद मण्डलक ५ टा कथा

कथा ४

**जीवन दान**

दरबज्जाक आगूक भालसरी फूलक गाछक निच्चाँमे बैसल सुमन्त भाय, अपन जीवन देख रहल छैथ। सात दिनसँ सोगाएल सुमन्त भायकेँ कोनो बाट नहि सुझि रहल छैन। सात दिन पूर्व एहेन भुमकम भेल छल जइमे सुमन्त भाइक तीनू घर खसि पड़लैन, यएह सोगक कारण छिऐन। दरबज्जाक आगूक चापाकलक पाइप बालुसँ तेना भरि गेलैन जे पानि देब बन्न भऽ गेल छेलैन। घर खसने बरद-महींस मरि गेलैन। एक दिस सुमन्त भाय जीवनक अन्त देख रहल छैथ तँ दोसर-दिस धरतीपर बैसल एकटा प्राणप्रिय मनुक्ख सेहो सोझहेमे रहैन। रहि-रहि कऽ सात दिनक बीच सतरहटा सँ बेसी छोट-छोट भुमकम भेल, ओना तइसँ जान-मालक कोनो क्षति गाममे नहि भेल मुदा धरती तँ डोलबे कएल। सोगाएल मन

रहने सुमन्त भाइक आँखिक आगू शोकसँ भरल दुनियाँ पसरल छेलैन कि तइ बिच्चेमे टुटल मने पत्नी आबि पुछलकैन-

"आब की करब?"

पत्नीक प्रश्न सुनि सुमन्त भाय धड़फड़मे किछु उत्तर दइसँ अपनाकेँ परहेज केलैन। परहेज करैक कारण भेलैन जे देखते छी जे एहेन चलैन गाम-समाजमे बनले अछि जे कियो पुछता, भाय की हाल-चाल? तँ मुहेँ लागल दोसरक उत्तर भेटै छैन जे 'सब ठीके-ठाक अछि।' की जीवन खेल छी जे एते असानीसँ ठीक-ठाक भऽ जाएत? ठीक होइमे की सभ करए पड़ैए से तँ ठीक भेलहा जनै छैथ, जे केना केते जीवन केना ठीक भेल...।

मने-मन सुमन्त भाय मन-मथनो करै छला आ पत्नीकेँ ऊपर-सँ-निच्चाँ, माने माथसँ पएर लग तक आ निच्चाँसँ ऊपर, नख-सिख कहियौ आकि सिख-नख तक, नजैर सेहो खिरा रहल छला। मरैत मन सुमन्त भायकेँ अपने पत्नी-दे उपैक कहलकैन- 'आब ओ नइ जीती। एक दिस तँ बनल-बनाएल जीवन संसार नष्ट भऽ गेलैन आ दोसर-दिस शरीरमे आब ओ शक्ति नहि रहलैन जे पुन: पहिलुके जकाँ बना पौती।'

एक दिस सुमन्त भाइक मनमे बिआहक परात भने जे सासु आसिरवाद दैत कहने छेलैन, 'बाउ, दुनूक जीवन जुड़ि रहल अछि। अहिना, जाधैर आँखि तकैत रहब ताधैर जुड़ल राखब।' उठलैन, तँ दोसर-दिस ईहो उठबे केलैन जे अखन जइ स्थितिमे पहुँच गेल छी, पुन: ओइ दुनियाँक आशा तोड़ि नव रूपमे अपन जीवनक नव दुनियाँ बनबए पड़त। पत्नी तँ पत्नी भेली, जीवनक सभसँ लगक संगी, तैठाम जँ प्रिय वा जनप्रिय विचारसँ संचालित नइ हएब, तखन तँ ओहने हएत जेहेन कियो साधक सितारपर अपन साधनाक स्वर साधि रहला अछि आ बगलक लोहार घनसँ नहाईपर नमहर चोट कऽ रहला अछि।

मुस्कुराइत सुमन्त भाय बजला-

"करैले ते ई दुनियाँ पड़ल अछि, तखन तँ.?"

'तखन तँ' कहि सुमन्त भाय ऐ दुआरे चुप भऽ गेला जे कम-सँ-कम पत्नियोँ तँ किछु अप्पन विचार रखबे करती। हुनको लेल तँ नमहर संसार छैन्हे। अपने आँखिये ओहनो तँ देखबे करै छैथ जे केकरो कमाइबला जवान बेटा मरि जाइए, तैयो छाती सक्कत करबे करैए तँ कोनो बाल-बोधक माए-बाप मरि जाइए तँ फेर ओ केना जीबैए..! मुदा से विचार सविता भौजीक मनमे जगबे ने केलैन। एक तँ ओहुना कम पढ़ल-लिखल लोक बेसी बिसरै छैथ, माने बिसराह होइ छैथ आ अधिक पढ़ल-लिखल लोक कम बिसरबो करै छैथ आ बिसराहो तँ होइते छैथ। सविता भौजी तँ सहजे विद्यालय-महाविद्यालय जेबासँ सोल्होअना बेमाक रहली। मुदा तैयो सविता भौजीक मनमे जीवनक प्रति एते तँ सिनेह छेलैन्हे जे कहुना-ने-कहुना, किछु दिन आरो देख ली।

पचपन-साठि बर्खक अवस्था दुनू संगीक भइये गेल अछि। जँ अपनो औरुदासँ मरब तँ पाँच-दस बरख आरो सएह ने जीब। सघन धुनि लगल जकाँ सविता भौजीक मनमे कोनो एहेन विचार उठिये ने रहल छेलैन जे जहिना धुनिमे अन्हार रहितो किछु पृथ्वीपुत्र तँ एहेन छथिये जे ओकरा अन्हरियाक अन्हार नहि बुझि, दिने जकाँ कर्मभूमिमे मगन भेल कर्मयोग मिलैबते छैथ। भलेँ हुनका मनमे एहेन आएल होनि वा नहि आएल होनि जे हजार बरख पाछू माने अतीत कहियौ आकि भूत, आ हजार बरख आगू माने भविस कहियौ कि सपना, दुनूक बीच तँ आजुक जोड़ अछिए। मुदा आजुक जोड़ तँ आजुक कर्मेसँ माने काजेसँ जोड़ैत आजुक अन्तिम सीमापर पहुँचा, काल्हिक कर्म काल्हिले सेहो छोड़िते अछि। अही क्रममे ने मानव समयक संग प्रकृतस्थ भऽ जीवन धारण करै छैथ।

एक दिस सविता भौजीक मन शोकसँ व्याकुल छैन तँ दोसर-दिस सुमन्त भाइक मन कबीरबाबाक संग-संग मिथिलाक गामे-गाम घुमि-घुमि गाबि रहल छेलैन जे 'दो पाटन के बीचमे बाँकी बँचए ने कोइ।' भाय, राति अछि तँ दिनो हेबे करत, दुख अछि तँ सुखो हेबे करत। तहिना रौदी अछि

तँ दाहियो हेबे करत। बुझिते छी जे धरतीक प्राणीसँ केते गुणा बेसी पानि दुनियाँमे पसरल अछि, तखन पानिक अभाव किए अछि? कहब जे ओ नोनगर अछि। किए नोनपन अछि, सेहो तँ अपने सभकेँ ने बुझए पड़त। कबीर बाबा कहनहि छैथ जे 'पानी में मीन पियासी, देख-देख लागै हांसी।'

मगन भेल सुमन्त भायकेँ अपन बिआह-दिनक सविताक रूप आगूमे आबि ठाढ़ भऽ गेलैन। सविताक रूप देख सुमन्त भाइक मन-मन्तर विहुसैत कहलकैन- 'अनेरे जे रोग कम आ दरदक पीड़ा बेसी बना आहि-आलम करब तखन ई दुनियाँ एको दिन जीबए देत।'

जहिना एक दिस प्राकृतिक प्रकोप अछि तँ दोसर-दिस साढ़े तीन हाथक लोकक प्रकोप सेहो अछिए। तहिना एक दिस जहिना देव ठाढ़ अछि तँ दोसर-दिस दानवो नइ ठाढ़ अछि, सेहो केना नइ कहल जाएत। तखन तँ भेल जे दुनूक बीचक जे योगक्रिया अछि ओकरा जखन इमानदारीसँ 'इ-मान' मानि आगू चलब तखने ने रसपूर्ण जीवनक रसाएल फल भेटत। खाएर, जे भेटत वा भेट रहल अछि, सबहक सोझामे अछिए। मने-मन सोचैत सुमन्त भाइक नजैर सवितापर बिजलौकाक इजोत जकाँ छिटकलैन।

चेतन अवस्थामे पतिकेँ देख सविता भौजी अपनाकेँ चेतबैत बजली-

"जखन दुनू परानीकेँ जीबै-मरैले मतो-पिता आ सरो-समाज बान्हि देने छैथ तखन तँ यएह ने नीक हएत जे एक्के सिरहाने मरी वा जीबी।"

पत्नीक विचार सुनि, अपन दुनू परानीक जीवन देख सुमन्त भाय बजला-

"उचिते किने?"

ओना, बजैक क्रममे सुमन्त भाय बाजि गेला, मुदा बजला पछाइत अपने मन मोह जगबैत कहलकैन, 'एहनो तँ सम्भव अछिए जे अपना मनमे जे कर्मशील विचार अछि ओ हुनकामे  नइ होइन। मुदा से बुझब केना?'

तैबीच सविता भौजी बजली- "हमर मतो-पिता आ समाजो अहाँक हाथ पकड़ा ने हमरा छोड़लैन। तैठाम आब अहाँ ने सोचबो करबै आ जीबैले किछु करबो करबै।"

पत्नीक विचार सुनि सुमन्त भाइक मनमे जेना प्रशान्त महासागर उमैड़ गेल होनि तहिना उमैड़ गेलैन। प्रशान्तचित्त होइते सुमन्त भाय बजला-

"कोनो चिन्ता-फिकिर करैक जरूरत नइ अछि। जीवन पएब कठिनो अछि आ उकड़ूओ अछि, मुदा देब  तँ असाध्य नहि अछि। तँए एहेन फसल विचार मनमे उपजबै पड़त ने जे संग मिलि जीबे ने सार्थक जीवन छी।"

पत्नीक मुँहलगुआ पुरुख जकाँ तँ सुमन्त भाय छथिए, उनटा कऽ पत्नीकेँ पुछलैन-

"आब की करब। जीवन तँ घेघ बनियेँ गेल अछि।"

अपन मुहसँ निकलल 'घेघ' शब्द जेना सुमन्त भाइक अपने मनकेँ घेंघिया देलकैन। मुदा इमानदारियोक जीवन तँ जीवनक उच्चकोटिक सीमा छीहे। जइ इमानसँ लोक अपन इमनदारियोक ओइ सीमाकेँ छुबिये लइए, जैठामसँ मन-मन्दिरक मणि मणिमय भऽ चतुर्दिक छिटकैए।

पतिक विचारकेँ गृहीत  होइत देख सविता भौजी बजली-

"अपना तँ कोनो बाटक इजोत नहियेँ देख पेब रहल छी, अहाँ ने पति छिऐ?"

पत्नीक विचार सुनि सुमन्त भाय पघिल गेला। भाय, पघिलब भेल, कोनो वस्तुक ओ रूप आ अवस्था, जैठामसँ ओ सड़ैनिक सीमामे प्रवेश करैए। दुनियाँ तँ दुनियाँ छी जे साध्य-असाध्य दुनू छी। जहिना दुनियाँक जे बनाबट अछि ओ एकरंग नइ अछि, तहिना जन्मभूमिक बनाटब सेहो एकरंग नहियेँ अछि। कोनो क्षेत्र एहेन अछि, जेना साइवेरिया, जेकरा भूगोलक भाषामे उत्तरी-ध्रुवक सभसँ लगक भूमि बुझै छी। जैठामक

उपजाऊ भूमिक दशा ओहन अछि जे नअ-नअ मास धरि बर्फक ढाकसँ ढकल रहैए। तैठाम जँ भूमध्य सागर क्षेत्रीय भूमिक कल्पना मनमे रोपि किसान जीवन चलबैक विचार करता, तखन तँ ओहिना ने हेतैन जेना ध्रुवक कोन दोख भेल छेलैन जे सतयुगसँ बेचारेकेँ एकटंगा ठाढ़ केने छैन। तैठाम ईहो ने अपने सोच-विचार करबै जे अभिमन्यु किए बाल्ये वयमे हनुमान जकाँ सीता रामकेँ हृदयमे रोपि रणभूमिक संकल्प लेलक? वएह संकल्प ने बेचारेकेँ आइयो कृष्ण जकाँ बच्चेक रूप लोक-समाजमे पसरलो अछि आ पसारलो तँ जाइये सकैए। खाएर जे अछि, सबहक अपन दुनियाँ अछि। अपन दुनियाँकेँ अपने चाही तँ दुनियाँकेँ खेलौना बना खेली वा दुनियेँ खेलौना बना खेलए, से तँ भेल भविस आ भविसक कल्पना..!

विस्मित होइत, विस्मित भेल, जीवनसँ हारि मानि ओइ नारकीय जीवनमे पहुँच जाएब जेकरा मृत्युक अवस्था कहै छिऐ, सेहो तँ जीवन नहियेँ भेल। ठाँहि-पठाँहि सुमन्त भाय सविता भौजीकेँ कहलैन-

"जखन दुनू बेकती चारि आँखिसँ तकै छी, तखन जँ जीवन मूस जकाँ माटिक तरमे नुकाए चाहत से थोड़े हुअ देबइ।"

मुसहरक बच्चा जहिना माटिक तरक बिलमे मूसक संग मूसक बच्चोकेँ पकैड़ खेलौना बना, मुसरीकँ गोबर सुँघा-सुँघा जीवन दइते अछि, भलेँ ओ पुन: मुसरीसँ टुसरीए किए ने बनि जाए, तहिना सुमन्त भाइक मनमे भेलैन।

पत्नीक विचारकेँ देख-सुनि सुमन्त भाय ओइ सीमा-रेखापर पहुँच गेला, जैठाम पहुँचला पछाइत मनुक्ख अपन जीवनचक्रमे अपनाकेँ समाहित करैत दिशा-निर्धारित करैए। अपन हारिकेँ हरण नहि कहि हरनाहकेँ हरण नहि जीयन सेहो दइते अछि। हराएल-भोथियाएल कहियेकऽ ने दुनियाँसँ जेबो करबे करत जे उचितो हएत। सुमन्त भाय ओइ सीमापर पहुँचला, माने वैदिक सीमापर, जेतए जीवन पद्धतिक दिशा-निर्देश भेटैए। वैदिक सीमापर पहुँचते सुमन्त भाइक मनमे संकल्पक उदय भेलैन। तैबीच सविता भौजी सेहो अपनाकेँ संकल्पित करैत गाबए लगली-

"साथी हाथ मिलाना, एक अकेला थक जाये..।"

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१४.जगदीश प्रसाद मण्डलक ५ टा कथा- कथा ५ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-

१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354

ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-

१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.आचार्य रामानन्द मण्डल

६.नन्द विलास राय
७.जगदीश प्रसाद मण्डल
८.दुर्गानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि जगदीश प्रसाद मण्डलक ५ टा कथा जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



जगदीश प्रसाद मण्डलक ५ टा कथा

कथा ५

## अप्पन साती

रमबतिया गामक चौक। भिनसुरुका आठ बजि गेल छल। नीलकण्ठ काका अपन समयानुसार चौकपर पहुँच गेल छला। ओना, चौकक चाहक दोकान तीन बजे भोरेसँ शुरू भऽ जाइए मुदा सोना-चानी, कपड़ा-लत्ताक दोकान आठ बजे खुजैए। स्कूल भर्लें दस बजे किए ने खुजए मुदा सभक सहयोगे भोरेसँ चौक तँ चलिये रहल अछि।

आब कहब जे जखन चौकक चाहक दोकान तीन बजे भोरेमे खुजि जाइए तखन नीलकण्ठ काका आठ बजेमे किए जाइ छैथ?

नीलकण्ठ कक्काक अपन सोच छैन तँए अप्पन सोचानुसार चालि छैन, जइकेँ पकैड़ नीलकण्ठ काका चलि रहल छैथ। सोचानुसार चालि ई छैन

जे सौंझुका ताड़ी पीबनिहारकेँ तीन बजे भोरमे चाहक तृष्णा जगै छै, तँए पहिने ओ पहुँचैए। सोझे चाहेटा पीबैले लोक थोड़े चौकपर अबैए। चाहक दोकानपर बिनु बजौल पाँचगोरेसँ गपो-सप तँ करिते अछि। तहूले ने लोक चौकपर अबैए। अधरतिया समय रहिते छै तँए दिनुका काज अखन हेबे ने करत, तखन तँ भेल जे निसचिन्तीक समय छीहे। तृष्णा तृप्तिक लेल चाह पीबिते अछि। मन शान्त भेलो पछाइत जँ लोक निसचिन्तसँ अपनो जीवन गाथा नइ गाओत तखन गाओत कखन। गामेक चौक छी, जहिना-जहिना दोकानक कड़ी बढ़ैए, तहिना-तहिना गहिंकीक आबा-जाही सेहो बढ़िते अछि। जइसँ विचारोक कड़ी चलिते अछि। सौंसे गामक समाचार, ऐठाम समाचारक माने घटना विशेषसँ अछि, सामान्य जीवनसँ नहि अछि, एकठाम बैस लोककेँ भेटिये जाइए। आठ बजे होइत-होइत गामक चित्र-विचित्र सभ समाचार चौकपर पहुँचिये जाइए। तँए नीलकण्ठ काका अप्पन चाह पीबैक समय, आठ बजे बनौने छैथ। ओना, चौकपर बैइसैक अड्डो चाहे टोकानटा केँ मानल जा सकैए। बाँकी दोकान एकभग्गू अछि तँए ओइठाम एकभग्गूक जमाव रहैए। एकटा बात आरो पुछि सकै छी, ओ ई जे चाहक चलैन एहेन भऽ गेल अछि जे कोढ़ियो-काहिलो जखन ओछाइनेपर मोरनिंग-टीक सेवन करैए आ नीलकण्ठ काका सन पुरान उमेरक लोक आठ बजेमे चाह पीबए चौकपर किए जाइ छैथ? नहि, बात दोसर अछि। ओ अछि गामक समाचारक समीकरण सुनए जाइ छैथ, चाह तँ एकटा बहाना छिऐन। ओ नीक जकाँ जानि रहला अछि जे रूपैआ-दू-रूपैआक गिलास वा कपक वस्तु छी चाह, तहूमे एकरूपता नइ अछि। अनेको सीढ़ीमे चाह बनितो अछि आ बिकरियो भऽ रहल अछि। जखने चाहक दोकानपर जाएब कि दोकानदार पुछि देता, 'कोन चाह पीब?'

खाएर जे जेतए अछि से तेतए अछि तइसँ नीलकण्ठ काकाकेँ कोन मतलब छैन, मतलब एतबे रखने छैथ जे चाहे रूपैआ घटिया भेल हुअए आकि चीजे-वौस घटिया भऽ जाए, मुदा अपन जे बन्हौआ जीवन अछि, बस तहीमे ने चलैक अछि। बुझिते छी जे परिवेश एहेन बनि गेल अछि जे गुणगरे वस्तु किए ने हुअए मुदा जँ ओकर दाम कम छै तँ ओकर पूछ बाजारमे कमि जाइ छै आ अगुणशीलो आकि अगुणकारियो वस्तु जँ

महग छै तँ ओकर पूछ बढ़ि जाइ छइ। यएह तँ प्रचार माध्यम छी, जे तीतकेँ मीठ बनबैए आ मीठकेँ तीत। मीडियो युगक जे लक्षण अछि, सेहो तँ देखेबे करत किने।

गामक चौकपर नीलकण्ठ काका चाह पीबिते रहैथ कि दू गोरेक बीच चाहे दोकानपर घोंघाउज शुरू भेल। एकगोरे अपन विचार दइत जे चाहे दोकान ने गामक चौक बनौलक, तँ दोसर गोरे विचार दइत जे चाहो दोकानकेँ चौकपर कोनो मोजरे अछि...। तेकरे घोंघाउज हुअ लगल।

लतिआहे  जकाँ विचारो आ गप्पो-सप्प अछिए। माने ई जे जहिना लत्ती अपने पैरपर तँ नहि मुदा धरतीए धेने आकि कोनो आलमे, आलम भेल सहयोगी, भेटने दिन-राति तँ बढ़बे करैए, तहिना दुनू गोरेक बीच माने मखानलाल आ सिंगहारलालक बीच गप-सप्प बढ़ि गेल। मखानलाल बाजल-

"कोनो गाम-घरमे जाबे चाहक दोकान नहि खुजत ताबे चौक-चौराहा नइ बनत। तँए चौक-चौराहाक निरमानकर्ता चाहक दोकान भेल।"

सिंगहारलालकेँ तामस उठि गेलइ। ओना, तामस उचिते उठलै जे जाबे धरि गाम-गाममे बेपारीक लेन-देन नइ शुरू हएत ताबे चौक-चौराहाक मोले की। ऐठाम ई नइ बुझब जे गाम-गामक वौससँ लऽ कऽ गहना-जेबर धरिक लूट बाहरी लोक कऽ रहल अछि। ..सिंगहारलाल बाजल-

"पानिमे की मखानेटा होइए जे सभ तर-ऊपर होइए।"

ओना, गप-सप्प ओहन लोकक बीच भऽ रहल छल जे पानियेँमे सँ पाइकेँ छानि अनैए आ पानियेँक रसमे माने ताड़ी-दारूमे, तीतैत-भीजैत गमबैए। अपना विचारे मखानोलाल बाजल आ सिंगहारोलाल बाजल।

कातमे बैसल नीलकण्ठ काका दुनू गोरेक विचार सुनि मने-मन मगन भऽ रहल छला। मगन होइक कारण अपना मनेमे विचार उठि गेलैन जे मिथिलांचलक डोह-डाबरसँ लऽ कऽ चौर-चाँचर, पोखैर-झाँखैर, मरल-धार, मरल धार ओ भेल जे जेकर धारा बन्न भऽ गेल आ पोखैर जकाँ

बीच-बीचमे बनि गेल अछि। तैसंग गाम-गाममे सड़क बनने सेहो पानिक जमाव बढ़ि गेल अछि। प्रश्न मखानक अछि। मखानक खेतीक योग केते जलकर अछि। अखन तक जे मखान उपजबैक तकनीक रहल अछि ओ केहेन रहल अछि, आ नब तकनीकक अनुकूल जे खेतीकेँ सीमित जाइतिक बीच, पहिलुका ढंगसँ, कएल जाएत तखन लाभक अंश केते रहत.? अखन बेसी नहि। माने अखन आन्ध्र प्रदेशक झिंगा आ इलिस माछ नीक कि अपना ऐठामक रोहु-भाकुर नीक, से बादमे। अखन अनेरे किए समय दुरि करब जे सपेता (मालदह) जकाँ रोहु माछो हजार बरख पहिने जेहेन होइ छल तेहने अखनो होइए। सभ चीजमे नब तकनीक आएल, माने सभ चीजक विकसित रूप सोझमे आएल आ अपना सभ ताबे स्वर मिलानी करैत गबैत रही जे 'सभ सखी सासुर गेल हमरा लेल चैत पड़ि गेल।'

चाहक दोकानपर तँ दर्जनो रंगक समाचार दर्जनो लोकक रहिते अछि। मखानोलाल आ सिंगहारोलालकेँ गुलटेन ललकारिकऽ कहलक-

"चाहक दोकानकेँ ठट्ठा बुझै छहक। अपन-अपन मुँह बन्न राखह। दोसरो-तेसरो गप-सप्प हएत कि तोरे दुनू गोरेक घोंघाउज लोक सुनैत रहत।"

गुलटेनक विचार सुनि दुनूगोरे चुप भऽ गेल। चुप्पो केना ने होइत। समाज तँ समाज छी। अपनो विचार लोक बँटैए आ लोकोक विचार समटैए। बेकतीसँ लऽ कऽ परिवार, समाज धरि अछिए। आजुक जे स्थिति अछि, तइ अनुकूल सत्यकेँ पकैड़ जखन डेग उठत तखन ओ सही धरतीपर पड़त।

मखानलाल आ सिंगहारलालक बीचक गलगूल नीक जकाँ शान्तो ने भेल छल कि चाहक दोकानक आगुएमे मनसुखलाल जोर-जोरसँ बेटाकेँ कहैत- "इस्कूल जेमे कि नहि?"

बेटा, दुलारचन बजैत- "इस्कूल नइ जेबह, मोबाइल कीनि दाए, गामेपर असगरे पढ़ब।"

नीलकण्ठ काका गुलटेनकेँ कहलखिन- "गुलटेन, कने बहराकऽ नीक जकाँ बुझक तँ, कथीक गलगूल होइए।"

गुलटेनक मनमे उठल, अनेरे अनकर कहा-कहीक मोटरी अपना सिरपर किए लेब। नीक यएह हएत जे मनसुखलाल दुनू-बापूतकेँ नीलकण्ठ कक्काक सोझामे पहुँचा देब। गुलटेन सएह केलक। मनसुखलाल दुनू-बापूतकेँ नीलकण्ठ कक्काक आगूमे पहुँचा, अपने कातमे ठाढ़ भऽ गेल।

नीलकण्ठ काका मने-मन विचारिये रहल छला जे पहिने मनसुखलालकेँ पुछिऐ आकि दुलारचनकेँ, तइ बिच्चेमे मनसुखलाल अपने फुरने बाजल-

"काका! की कहब, बीत भरिक छौड़ा भोरे-भोर ठकि लेलक।"

मनसुखलालक विचार सुनि नीलकण्ठ काका मने-मन विचारिये रहल छला जे मनसुखलालकेँ पुछिऐ जे की ठकि लेलकह? मुदा बिच्चेमे मनसुखलाल दोहराकऽ बाजल-

"काका, चाह-बिस्कुट खुआ, छौड़ाकेँ जखन इस्कूल जाइले कहलिऐ तखन कहलक- 'कौंपी नहि अछि।' संगे आनि चौकपर कौंपी जखन कीनि देलिऐ, आब कहैए जे मोबाइल कीनि दाए घरेपर पढ़ब।"

विषयक गम्भीरता देख नीलकण्ठ कक्काक मनमे उठलैन जे ने चुप रहब नीक हएत आ ने बाजब। बाप-बेटाक बीचक प्रश्न अछि। तहूमे एक अबोध, दोसर सबोध। सबोधक तँ उचित बनिते अछि जे अबोधकेँ सबोधि रास्ता धड़ाएब। विचारमे मोड़ दैत नीलकण्ठ काका बजला-

"मनसुख, बालबोध बेटा छह, कहुना बौस-बासिकऽ इस्कूल धड़ावह।"

नीलकण्ठ कक्काक विचार सुनि मनसुखलाल अपन बेटाकेँ अगुएने घर दिस विदा भेल। गुलटेन बाजल- "काका, की कहब! जेहो ने होइ-कऽ अछि सेहो सभ होइए।"

हँ-हूँ बिना बजनहि नीलकण्ठ काका मने-मन विचारए लगला। विद्यालय

बच्चा जाए वा नहि जाए? एकाएक नीलकण्ठ कक्काक मन उनैटकऽ ओइ धरतीपर पहुँच गेलैन, जैठाम सरकारी विद्यालयकेँ पंगु बना, शिक्षाकेँ बेपारीकरणक दिशा दिस मोड़ल गेल। जइसँ समाज-तंत्र कमजोर पड़ल। महाविद्यालयसँ विश्वविद्यालय धरि अराजक स्थिति बनि गेल। तीन-तीन-चारि-चारि सालक परीक्षा रूकि गेल। सर्टिफिकेटक बिकरी-बट्टा शुरू भेल।

मनक विचार नीलकण्ठ काकाकेँ तेते धधैक गेलैन जे जोर-जोरसँ बाजए लगला- "कियो अप्पन साती समाजमे बाजह वा मुँह चुप राखह, मुदा हमरो तँ एते सामाजिक सरोकार अछिए जे अप्पन विचार समाजक बीच राखी।"

नीलकण्ठ कक्काक गर्जन सुनि मनमे भेल जे ओइठाम माने नीलकण्ठ काका लग, पहुँचब जरूरी अछि। अपने घरेपर रही। चौकक बगलेमे अपन घर अछि। मुदा अपने मन पाछुओ तकए तँ हुअए जे परसू साइरिक बिआहमे जाएब जरूरी अछि। तहूमे बेचारी बिआहक पराते अमेरिका चलि जाएत। नीलकण्ठे काका छिआह, जँ कहीं गपे-सप्पमे मारि फँसा लेलैन तखन कोट-कचहरी देखब आकि साइरिक बिआह देखए जाएब.? मन आगू-पाछू करिते रहए कि नीलकण्ठ काका अपने चुप भऽ गेला। जइसँ गरजैत मेघक गर्जन जकाँ, जे वायुमण्डलमे अनेरो ढनढनाइत रहैए वा शान्ते रहैए, तहिना सभ शान्त भेल।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## ३.पद्य खण्ड

३.१.राज किशोर मिश्र- कोरोना: काल!

३.२.आशीष अनचिन्हार- २ टा गजल

३.३.श्याम बिहारी मिश्र- हट्ठी जाड़

३.१.राज किशोर मिश्र- कोरोना: काल!



**राज किशोर मिश्र, रिटायर्ड चीफ जेनरल मैनेजर (ई), बी.एस.एन.एल.(मुख्यालय), दिल्ली,गाम- अरेर डीह, पो. अरेर हाट, मधुबनी**

**कोरोना: काल!**

ई मृत्युक को नो महा दूत ,
आफद के प्रलयंका री पूत।

ई टुनकी सम्पूर्ण वसुधा पर,
बि ख -वा ण, जी वन -सुधा पर।

घो रलक वि षा णु बि ख वा यु मे,
सेन्ह लगेलक ,आयु मे।

भऽ गेल मा नव असहा य,
वनक' आगि सन, पसरल जा इ।

सबहक प्रा ण पड़ल परलय मे,
बि तै रा ति -दि न केवल भय मे।

नेना -भुटका , वृद्ध, जुआन,
घर मे दुबकि , बचा बै जा न।

थम्हि गेल जनु जि नगी के चक्का ,
मा नवअस्ति त्व पर अछि ई धक्का ।

रुकि गेल दुनि आ के का रबा र,
ला गै, वसुधा तऽ, जमक दो आर।

बा ट -घा ट ,सभ सुनसा न,
चमकै आगि , दमकै मसा न।

बन्हक जि नगी को रो ना क हा थ,
झि कैक प्रा ण ,लगा को नो ला थ।

को रो ना क' को नो ने छलैक दबा इ ,
लो कक अरुदा , छि नि -छि नि खा इ।

मा स्क सँ जबलक मुह ,लो क,
असा वधा न, गेलथि परलो क।

जगह , भेटब मो सकि ल अस्पता ल मे,
कि छु बाँ चल ,आ कि छु का ल-गा ल मे।

प्रलय मचअओलक को रो ना बेसी ,
पहि लो सँ ,दो सर खेप मे,
घरहञ्ज परि वा र -परि वा र भेल,
आङन -घर डूबल नेप मे।मे

खखड़ी भऽ गेल गम्हरा एल धा न,
को इखे मे छूटल ,शि शुक प्रा ण।

अस्पता ल मे गैँटल मुर्दा
सबहक ,ला गि गेलै भी ड़,
अंति म ठाँ ' पअओलक कतेको

मृतक, बा लु मे, नदी -ती र।

जि नगी भेल अन्हा रे -अन्हा र,
लो क, लो क सँ अनचि न्हा र।

अनगनि त परि वा र भेल अना थ,
आएल वि पत्ति ,नेना सभ मा थ।

अदृश्य अछि ई महा दुष्ट,
खून पि बि -पि बि ,भेल पुष्ट।

परञ्च, थम्हल गेल, प्रलय,
फेर, जि नगी क' भेल जय।

कि छु समय बा द ,को रो ना के,
चा ङ्गुर सँ छुटलै लो कक जा न,
वैज्ञा नि क, डा कदर सभ मि लि कऽ,
जल्दी सँ लअओलथि , समा धा न।

महा कवच ,को रो ना क वि रुद्ध,
आएल वैक्सी न ,लड़य युद्ध।

सफल, सुफल भेल समा धा न,

बाॅं चल ,महा मा री सँ प्रा ण।

मुदा , छो ड़लक नहि एखनो जा न,
करी , सुरक्षा -प्रो टो कॅलक' सम्मा न।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

३.२.आशीष अनचिन्हार- २ टा गजल



**आशीष अनचिन्हार**

दू टा गजल

1

हमहीं खाली सुंदर सुंदर
बाँकी दुनियाँ बानर बानर

हुनकर ठेकाना नोट करू
सत्ता डोरी जिम्हर जिम्हर

रस्ता भेटल चिक्कन चुनमुन
पहिया लेकिन पंचर पंचर

सभ टा सपना पुरबे केलै
बाँकी सपना आँचर काजर

अमीर लग छथि गंगा जमुना
छथि गरीब लग ईंटा पाथर

सभ पाँतिमे 22-22-22-2 मात्राक्रम अछि। दू टा अलग-अलग लघुकेँ दीर्घ मानल गेल अछि। ई बहरे मीर अछि।

2

अपने कहलक आह
अपने बुझलक वाह

अपने मोने प्रीत
अपने मोने डाह

अपने बनलै धार
अपने लेलक थाह

अपना आगू लोह
अपने पाछू लाह

अपने मरहम भेल
अपने बनलै घाह

सभ पाँतिमे 22-2221 मात्राक्रम अछि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

३.३.श्याम बिहारी मिश्र- हट्ठी जाड़



**श्याम बिहारी मिश्र**

**हट्ठी जाड़**

जो रे हट्ठी जरलहबा जाड़

क रहले अछि सबके बीमार

नई छौ दरेग धीया - पुता पर

बुढ़- पुरान के केने लाचार

सौंसे बढ़ल जा रहल अछि

तोहर अत्याचार

जो रे हट्ठी जरलहबा जाड़

क रहले अछि सबके बीमार।।

छोट भेल दिन आ नमहर भेल रायत

बुईझ ने पड़े कि जाड़ आब जायत

ओढ़ने चादर आ धेने विस्तर

जवनका सब भेल सेहा◌े लाचार

आबो भाभट समेट तु

ऐही मादे करै विचार

जो रे हट्ठी जरलहबा जाड़

क रहले अछि सबके बीमार।।

गाम आब शहर बैन रहलै

जारैन काठी के परल अकाल

सभहक घर आब गैस सिलिंडर

घुरक नै छै कोनो जोगार

आब कह हम कोना झेलब

पूस मास के वज्र प्रहार

जो रे हट्ठी जरलहबा जाड़

क रहले अछि सबके बीमार।।

स्कूल कॉलेज सब बंद परलै

काम - काज सब भेलै ठप

श्याम बिहारी मिश्र कहैत अछि

ध्यान सों सुनु हमर गप

राखू चादर बान्हू गाँती

नै राखब कत्तो उघार

बाँचब के अछि येह उपचार

किएक त जाड़ आब

छोइर रहल गहुमन सन फुफकार

जो रे हट्ठी जरलहबा जाड़

क रहले अछि सबके बीमार।।

पहिलका बात किछु और रहैत छल

घर पिछु एकटा दलान रहैत छल

दलान पर घूरक ओरियान रहैत छल

तीला संक्रांति सन पाबैन पर

चुरलाई-मुरही के जलपान रहैत छल

आब नै ओ दलान नै रहल ओ घूर

आब अपनो स लोक रहै छथि दूर

लौकिकता के भेल उजार

मोबाइल आ इन्टरनेटे तक

समटल रहि गेल अछि परिवार

जो रे हट्ठी जरलहबा जाड़

क रहले अछि सबके बीमार।।

-श्याम बिहारी मिश्र, वरिष्ठ लेखाकार, स्नातकोत्तर (वाणिज्य), राघोपुर, दरभंगा, बिहार - 847239
मो. 8743953128

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## ४. विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण

सूचना

१

"विदेहक जीवित साहित्यकार-सम्पादक आ रंगमंचकर्मी- रंगमंच-निर्देशक पर विशेषांक श्रृंखला"

Do not judge each day by the harvest you reap but by the seeds that you plant.

- Robert Louis Stevenson

............................................

Videha: Maithili Literature Movement

विदेह अपन ३६९ म (०१ मई २०२३) अंकमे मैथिली लेखक अशोक पर आ ३७० म (१५ मई २०२३) अंकमे मैथिली लेखक राम भरोस कापड़ि 'भ्रमर' पर विशेषांक निकालत। विशेषांक लेल रचनाकार/ कलाकर्मीक काज, रचना-संपादन, संस्मरण आ अन्य रचनात्मक कार्यपर सभ प्रकारक रचना (संस्मरण, आलोचना, समालोचना, समीक्षा आदि) आमंत्रित अछि। अहाँ अपन रचना ३६९म अंकक विशेषांक लेल २४ अप्रैल २०२३ धरि आ ३७०म अंकक विशेषांक लेल ८ मई २०२३ धरि वर्ड फाइलमे ई-पत्र सङ्केत editorial.staff.videha@gmail.com पर पठा सकै छी।

विदेह अरविन्द ठाकुर विशेषांक

विदेह जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल विशेषांक

विदेह रामलोचन ठाकुर विशेषांक

विदेह राजनन्दन लाल दास विशेषांक

विदेह रवीन्द्र नाथ ठाकुर विशेषांक

विदेह केदार नाथ चौधरी विशेषांक

विदेह प्रेमलता मिश्र प्रेम विशेषांक

विदेह शरदिन्दु चौधरी विशेषांक

-गजेन्द्र ठाकुर, सम्पादक विदेह, whatsapp no +919560960721 HTTP://VIDEHA.CO.IN/ ISSN 2229-547X VIDEHA

२

"विदेह द्वारा एक बेरमे कोनो एकटा संस्थाक समग्र मूल्यांकन श्रृंखला"

Do not judge each day by the harvest you reap but by the seeds that you plant.

- Robert Louis Stevenson

...........................................

Videha: Maithili Literature Movement

विदेह अपन ३७१ म (०१ जून २०२३) अंकमे "मिथिला स्टूडेंट यूनियन (एम.एस.यू.)" पर विशेषांक निकालत। मिथिला स्टूडेंट यूनियन (एम.एस.यू.) पर निच्चा लीखल बिंदुपर मैथिलीमे आलेख आमंत्रित अछि।

१) एम.एस.यू. केर गठनक प्रमाणिक इतिहास,
२) एम.एस.यू. आ मिथिला केर नव चेतना,
३) एम.एस.यू. आ विभिन्न जाति केर समन्वय,
४) एम.एस.यू. द्वारा भेल विभिन्न आंदोलन आ तकर लेखा-जोखा एवम्

ओकर प्रभाव बा
५) एम.एस.यू. संदर्भित आन कोनो लेख।

३७१म अंकक विशेषांक लेल अहाँ अपन रचना २५ मई २०२३ धरि वर्ड फाइलमे ई-पत्र सङ्केत editorial.staff.videha@gmail.com पर पठा सकै छी।

-गजेन्द्र ठाकुर, सम्पादक विदेह, whatsapp no +919560960721 HTTP://VIDEHA.CO.IN/ ISSN 2229-547X VIDEHA

३

"विदेह मोनोग्राफ" शृंखला

विदेह अपन जीवित रचनाकार/ कलाकर्मी पर विशेषांक शृंखलाक अन्तर्गत (१)अरविन्द ठाकुर, (२)जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल, (३)रामलोचन ठाकुर, (४) राजनन्दन लाल दास, (५)रवीन्द्र नाथ ठाकुर, (६) केदार नाथ चौधरी, (७) प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' आ (८) शरदिन्दु चौधरी विशेषांक निकालने अछि।
अही सन्दर्भमे आठो साहित्यकार पर "विदेह मोनोग्राफ" शृंखला अन्तर्गत "मोनोग्राफ" आमंत्रित कयल जा रहल अछि।
"विदेह मोनोग्राफ" शृंखलाक विवरण निम्न प्रकार अछि:
(१) इच्छुक लेखक ऊपरमे कोनो एक रचनाकार पर अपन मोनोग्राफ लिखबाक इच्छा editorial.staff.videha@gmail.com पर पठा सकै छथि। मोनोग्राफ लिखबाक अवधि सामान्यः एक मास रहत।
(२) विदेह आठ रचनाकारपर आठ लेखकक नाम मोनोग्राफ लिखबाक लेल चयनित कऽ ओकर सार्वजनिक घोषणा करत।
"विदेह मोनोग्राफ" लिखबाक निअम:
(१) मोनोग्राफ पूर्ण रूपेँ रचनाकारपर केन्द्रित हुअय। साहित्य अकादेमी, एन.बी.टी. आ किछु व्यक्तिगत रूपेँ लिखल मोनोग्राफ/ बायोग्राफीमे लेखक संस्मरण आ व्यक्तिगत प्रसंग जोड़ि कय

रचनाकारक बहन्ने अपन-आत्म-प्रशंसा लिखैत छथि। "विदेह मोनोग्राफ" फीफा वर्ल्ड कप फुटबाल सन रहत। फीफा वर्ल्ड कप फुटबाल एहेन एकमात्र टूर्नामेण्ट अछि जतय कोनो "ओपेनिंग" बा "क्लोजिंग" सेरीमनी नै होइत छै आ तकर कारण छै जे "ओपेनिंग" बा "क्लोजिंग" मे टूर्नामेण्टमे नै खेला रहल लोक मुख्य अतिथि/ अतिथि होइत छथि आ फोकस खिलाड़ी सँ दूर चलि जाइत अछि। फीफा मात्र आ मात्र फुटबाल खिलाड़ीपर केन्द्रित रहैत अछि से ओकर टूर्नामेण्ट "ओपेनिंग सेरीमनी" नै वरन् सोझे "ओपेनिंग मैच" सँ आरम्भ होइत अछि आ ओकर समापन "क्लोजिंग सेरीमनी"सँ नै वरन् "फाइनल मैच आ ट्राफी"सँ खतम होइत अछि आ फोकस मात्र आ मात्र खिलाड़ी रहैत छथि। तहिना "विदेह मोनोग्राफ" मात्र आ मात्र ऐ "सातो रचनाकार"पर केन्द्रित रहत आ कोनो संस्मरण आदि जोड़ि कऽ फोकस रचनाकारसँ अपनापर केन्द्रित करबाक अनुमति नै रहत।
(२) मोनोग्राफ लेल "विदेह पेटार"मे उपलब्ध सामग्रीक सन्दर्भ सहित उपयोग कयल जा सकैए।
(३) विदेहमे ई-प्रकाशित रचना सभक कॉपीराइट लेखक/संग्रहकर्त्ता लोकनिक लगमे रहतन्हि। सम्पादक 'विदेह' ई-पत्रिकामे प्रकाशित रचनाक प्रिंट-वेब आर्काइवक/ आर्काइवक अनुवादक आ मूल आ अनूदित आर्काइवक ई-प्रकाशन/ प्रिंट-प्रकाशनक अधिकार रखैत छथि। ऐ ई-पत्रिकामे कोनो रॉयल्टीक/ पारिश्रमिकक प्रावधान नै छै।
(४) "विदेह मोनोग्राफ"क फॉर्मेट: रचनाकारक परिचय (रचनाकारक जन्म, निवास-स्थान आ कार्यस्थलक भौगोलिक-सांस्कृतिक विवेचना सहित) आ रचनावली (समीक्षा सहित)।

घोषणा: "विदेह मोनोग्राफ" श्रृंखला अन्तर्गत (१) राजनन्दन लाल दास जी पर मोनोग्राफ निर्मला कर्ण, (२) रवीन्द्र नाथ ठाकुर पर मुन्नी कामत आ (३) केदार नाथ चौधरी पर प्रेम मोहन मिश्र द्वारा लिखल जायत। मैथिली पुत्र प्रदीप पर "विदेह मोनोग्राफ" लिखताह प्रेमशंकर झा "पवन"।
शेष ५ गोटेपर निर्णय शीघ्र कएल जायत।

घोषणा २: ओना तँ मैथिली पुत्र प्रदीप पर विदेह विशेषांक नै निकालने अछि, मुदा हुनकर अवदान केँ देखैत प्रेमशंकर झा "पवन"क हुनका ऊपर "विदेह मोनोग्राफ" लिखबाक विचार आयल तँ ओकरा स्वीकार कयल गेल।

-गजेन्द्र ठाकुर, सम्पादक विदेह, whatsapp no +919560960721 HTTP://VIDEHA.CO.IN/ ISSN 2229-547X VIDEHA

४

विदेह द्वारा जे विशेषांक प्रकाशित होइ छै तकर संगे विदेह ओहन लेखक-साहित्यपर अपन धेआन सेहो केंद्रित करत जिनकापर विदेहक विशेषांक कोनो कारणवश नै प्रकाशित भऽ सकल। ऐ नव विचारक मुख्य बिंदु एना अछि-
१) हम एकटा कोनो लेखक वा कलाकारपर एकाग्र आलोचना करब जकर भाषा मैथिली अथवा अंग्रेजी रहत। ऐ पोथीक पहिल रूप ई-बुक केर रूपमे ऐत आ प्रयास रहत जे एकर प्रिंट सेहो आबए जे कि परिस्थितिपर निर्भर करत।
२) ऐ श्रृंखलामे सुभाष चंद्र यादवपर केंद्रित "नित नवल सुभाष चंद्र यादव" एवं राजदेव मंडलपर केंद्रित "Rajdeo Mandal- Maithili Writer" प्रकाशित भेल अछि। दुनू पोथीक लोकार्पण ३१ दिसम्बर २०२२ केँ १११म सगर राति दीप जरय मे कएल गेल।
३)आगाँक घोषणा लेल http://videha.co.in/investigation.htm देखैत रही।

Rajdeo Mandal- Maithili Writer (Now with Supplement I & II)

नित नवल सुभाष चन्द्र यादव

नित नवल सुभाष चन्द्र यादव (मिथिलाक्षर)

-गजेन्द्र ठाकुर, सम्पादक विदेह, whatsapp no +919560960721 HTTP://VIDEHA.CO.IN/ ISSN 2229-547X VIDEHA

५

विदेह ब्रॉडकास्ट लिस्ट

विदेह WWW.VIDEHA.CO.IN सम्बन्धी सूचना लेल अपन whatsapp नम्बर हमर whatsapp no +919560960721 पर पठाउ, ओकर प्रयोग मात्र विदेह सम्बन्धी समाचार देबाक लेल कएल जाएत।

६

विदेहक "साहित्यिक भ्रष्टाचार विशेषांक"

विदेह "साहित्यिक भ्रष्टाचार विशेषांक" लेल निम्नलिखित विषयपर आलेख ई-मेल editorial.staff.videha@gmail.com पर आमंत्रित अछि।
१. साहित्य, कला आ सरकारी अकादमी:-
(क) पुरस्कारक राजनीति
(ख) सरकारी अकादेमीमे पैसबाक गएर-लोकतांत्रिक विधान
(ग) सत्तागुट आ अकादमी केर काज करबाक तरीका
(घ) सरकारी सत्ताक छद्म विरोधमे उपजल तात्कालिक समानांतर सत्ताक कार्यपद्धति
(ङ) अकादेमी पुरस्कारमे पाइ फैक्टर: मिथक बा यथार्थ
२. व्यक्तिगत साहित्य संस्थान आ पुरस्कारक राजनीति
३. प्रकाशन जगतमे पसरल भ्रष्टाचार आ लेखक
४. मैथिलीक छद्म लेखक संगठन आ ओकर पदाधिकारी सबहक आचरण
५. स्कूल-कॉलेजक मैथिली विभागमे पसरल साहित्यिक भ्रष्टाचारक

विविध रूप-

(क) पाठ्यक्रम

(ख) अध्ययन-अध्यापन

(ग) नियुक्ति

६. साहित्यिक पत्रकारिता, रिव्यू, मंच-माला-माइक आ लोकार्पणक खेल-तमाशा

७. लेखक सबहक जन्म-मरण शताब्दी केर चुनाव , कैलेंडरवाद आ तकरा पाछूक राजनीति

८. दलित एवं लेखिका सबहक संगे भेद-भाव आ ओकर शोषणक विविध तरीका

९. कोनो आन विषय।

-गजेन्द्र ठाकुर, सम्पादक विदेह, whatsapp no +919560960721 HTTP://VIDEHA.CO.IN/ ISSN 2229-547X VIDEHA





सूचना

१

"विदेहक जीवित साहित्यकार-सम्पादक आ रंगमंचकर्मी- रंगमंच-निर्देशक पर विशेषांक शृंखला"



Do not judge each day by the harvest you reap but by the seeds that you plant.



- Robert Louis Stevenson

.............................................

Videha: Maithili Literature Movement

विदेह अपन ३६९ म (०१ मई २०२३) अंकमे मैथिली लेखक अशोक पर आ ३७० म (१५ मई २०२३) अंकमे मैथिली लेखक राम भरोस कापड़ि 'भ्रमर' पर विशेषांक निकालत। विशेषांक लेल रचनाकार/ कलाकर्मीक काज, रचना-संपादन, संस्मरण आ अन्य रचनात्मक कार्यपर सभ प्रकारक रचना (संस्मरण, आलोचना, समालोचना, समीक्षा आदि) आमंत्रित अछि। अहाँ अपन रचना ३६९म अंकक विशेषांक लेल २४ अप्रैल २०२३ धरि आ ३७०म अंकक विशेषांक लेल ८ मई २०२३ धरि वर्ड फाइलमे ई-पत्र सङ्केत editorial.staff.videha@gmail.com पर पठा सकै छी।

-गजेन्द्र ठाकुर, सम्पादक विदेह, whatsapp no +919560960721 HTTP://VIDEHA.CO.IN/ ISSN 2229-547X VIDEHA

२

"विदेह द्वारा एक बेरमे कोनो एकटा संस्थाक समग्र मूल्यांकन शृंखला"

Do not judge each day by the harvest you reap but by the seeds that you plant.

- Robert Louis Stevenson

.............................................

Videha: Maithili Literature Movement

विदेह अपन ३७१ म (०१ जून २०२३) अंकमे "मिथिला स्टूडेंट यूनियन (एम.एस.यू.)" पर विशेषांक निकालत। मिथिला स्टूडेंट यूनियन (एम.एस.यू.) पर निच्चा लीखल बिंदुपर मैथिलीमे आलेख आमंत्रित अछि।

१) एम.एस.यू. केर गठनक प्रमाणिक इतिहास,
२) एम.एस.यू. आ मिथिला केर नव चेतना,
३) एम.एस.यू. आ विभिन्न जाति केर समन्वय,
४) एम.एस.यू. द्वारा भेल विभिन्न आंदोलन आ तकर लेखा-जोखा एवम् ओकर प्रभाव बा
५) एम.एस.यू. संदर्भित आन कोनो लेख।

३७१म अंकक विशेषांक लेल अहाँ अपन रचना २५ मई २०२३ धरि वर्ड फाइलमे ई-पत्र सङ्केत editorial.staff.videha@gmail.com पर पठा सकै छी।

-गजेन्द्र ठाकुर, सम्पादक विदेह, whatsapp no +919560960721 HTTP://VIDEHA.CO.IN/ ISSN 2229-547X VIDEHA


সূচনা
১
"ৱিদেহক জীৱিত সাহিত্যকাৰ-সম্পাদক আ ৰংগমঞ্চকৰ্মী- ৰংগমঞ্চ-নিৰ্দেশক পৰ ৱিশেষাংক শৃংখলা"
Do not judge each day by the harvest you reap but by the seeds that you plant.
- Robert Louis Stevenson
..............................................
Videha: Maithili Literature Movement
ৱিদেহ অপন ৩৬৯ ম (০১ মঈ ২০২৩) অংকমে মৈথিলী লেখক অশোক পৰ আ ৩৭০ ম (১৬ মঈ ২০২৩) অংকমে মৈথিলী লেখক ৰাম ভৰোস কাপড়ি 'ভ্ৰমৰ' পৰ ৱিশেষাংক নিকালত। ৱিশেষাংক লেল ৰচনাকাৰ/ কলাকৰ্মীক কাজ, ৰচনা-সংপাদন, সংস্কৰণ আ অন্য ৰচনাত্মক কাৰ্যপৰ সভ প্ৰকাৰক ৰচনা (সংস্কৰণ, আলোচনা, সমালোচনা, সমীক্ষা আদি) আমংত্ৰিত অছি। অহাঁ অপন ৰচনা ৩৬৯ম অংকক ৱিশেষাংক লেল ২৪ অপ্ৰৈল ২০২৩ ধৰি আ ৩৭০ম অংকক ৱিশেষাংক লেল ৫ মঈ ২০২৩ ধৰি ৱৰ্ড ফাওলমে ঈ-পত্ৰ সঙ্কেত editorial.staff.videha@gmail.com পৰ পঠা সকৈ ছী।
-গজেন্দ্ৰ ঠাকুৰ, সম্পাদক ৱিদেহ, whatsapp no +919560960721 HTTP://VIDEHA.CO.IN/ ISSN 2229-547X VIDEHA
২
"ৱিদেহ দ্বাৰা এক বৰ্ষমে কোনো একটা সংস্থাক সমগ্ৰ মূল্যাংকন শৃংখলা"
Do not judge each day by the harvest you reap but by the seeds that you plant.
- Robert Louis Stevenson
..............................................
Videha: Maithili Literature Movement
ৱিদেহ অপন ৩৭১ ম (০১ জুন ২০২৩) অংকমে "মিথিলা স্টুডেণ্ট য়ুনিয়ন (এম.এস.য়ু.)" পৰ ৱিশেষাংক নিকালত। মিথিলা স্টুডেণ্ট য়ুনিয়ন (এম.এস.য়ু.) পৰ নিম্ন লিখিত বিন্দুপৰ মৈথিলীমে আলেখ আমংত্ৰিত অছি।
১) এম.এস.য়ু. কেৰ গঠনক প্ৰামাণিক ঐতিহাস,
২) এম.এস.য়ু. আ মিথিলা কেৰ নৱ চেতনা,
৩) এম.এস.য়ু. আ ৱিভিন্ন জাতি কেৰ সমন্বয়,
৪) এম.এস.য়ু. দ্বাৰা ভেল ৱিভিন্ন আংদোলন আ তকৰ লেখা-জোখা এৱম্ ওকৰ প্ৰভাৱ ৱা
৬) এম.এস.য়ু. সংদৰ্ভিত আন কোনো লেখ।
৩৭১ম অংকক ৱিশেষাংক লেল অহাঁ অপন ৰচনা ২৬ মঈ ২০২৩ ধৰি ৱৰ্ড ফাওলমে ঈ-পত্ৰ সঙ্কেত editorial.staff.videha@gmail.com পৰ পঠা সকৈ ছী।
-গজেন্দ্ৰ ঠাকুৰ, সম্পাদক ৱিদেহ, whatsapp no +919560960721 HTTP://VIDEHA.CO.IN/ ISSN 2229-547X VIDEHA
MSU
Mithila Student Union

